ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह'१२६ म अंक १५ मार्च २०१३ (वर्ष ६ मास ६३ अंक १२६)  

*ऐ अंकमे अछि:-*

**१. संपादकीय संदेश**

२. गद्य

*२.१.*  *आशीष अनचिन्हार-भक्ति गजल*

*२.२.१.*  *ज्योति चौधरी-एक युग: टच वुड -भाग-२ २.अवनीश मण्डल- विहनि कथा- गप्पक खौंइचा ३.*  *मुन्नी कामत -एकांकी- पात-पातसँ बनल परिवार*

२.३.  **जगदीश प्रसाद मण्डल- चारि गोट विहनि कथा**

२.४.  जगदीश प्रसाद मण्डल-रत्नाकर डकैत (एकांकी)




२.५.  जगदानन्द झा 'मनु'- दूटा विहनि कथा

२.६.१.  **जगदीश प्रसाद मण्डल- लघुकथा- उलबा चाउर**

२.७.  राम भरोस कापडि भ्रमर- यात्रा प्रसंग- रायपुरक मिथिला महोत्सबः उत्साहक बाढि आ मनीष झा

२.८.  रमेश रञ्जन- मैथिली बालनाटक सीमा विस्तार करैत – 'चौआरि'

३. पद्य

***३.१.१.***  जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल'-**भक्ति गजल २.**  **डॉ. शिव कुमार प्रसाद केर तीन गोट कविता**

***३.२.***  अमित मिश्र- ६ टा भक्ति गजल

३.३.१.  मिहिर झा-भक्ति गजल २.  **बेन्देश्वर ठाकुर**-भक्ति गजल/ गजल१-२ ३.  **रामविलास साहु जीक दूटा कविता**

***३.४.***  पंकज चौधरी (नवलश्री)- **भक्ति गजल-१-३**

***३.५.***  इरा मल्लिक-भक्ति गजल १-४

३.६.१.  **राजदेव मण्डलक तीन गोट कविता** २.  **जगदीश प्रसाद मण्डलक गीत ३.**  मनोज कुमार मण्डल- **नहि त'अ ई बहि चलत**

३.**७**.१.  जगदानन्द झा 'मनु'- भक्ति गजल १-५ २.  नवीन कुमार 'आशा'- हनीमून

३.८.१.  बृषेश चन्द्र लाल- **कहिआधरि दुनैत रहब ! २.**  कामिनी कामायनी- **ई केकुर शोणित ?/खिड़की/भरोस ३.**  मुन्नी कामत जीक दू गोट कविता

**गद्य-पद्य भारती:मन्त्रद्रष्टा ऋष्यश्रृङ्ग-**  **हरिशंकर श्रीवास्तव "शलभ"- (हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद**  **विनीत उत्पल)**

**६.बालानां कृते-**  किशन कारीगर- होरी मे मचाउ हुरदंग

–

**७. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली]**

विदेह मैथिली पोथी डाउनलोड साइट

VIDEHA MAITHILI BOOKS FREE DOWNLOAD SITE

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाउ।

Join official Videha facebook group.

Google समूह Join Videha googlegroups

विदेह रेडियो:मैथिली कथा-कविता आदिक पहिल पोडकास्ट साइट

http://videha123radio.wordpress.com/

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाउ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।
http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 4.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



ज्योतिरीश्वर पूर्व महाकवि विद्यापति। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र **'मिथिला रत्न'** मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू **'मिथिलाक खोज'**

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू **"विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"**

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाउ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाउ।





संपादकीय

१

मैथिलीमे गजल भैये नै सकैए, कहले नै जा सकैए, से गप आब कियो नै बजै छथि। कारण गजल, बहर युक्य आ आजाद, दुनू मैथिलीक पाठककेँ हिलोरि देने छै। मुदा भक्ति गजल, बाल गजल आदिक सन्दर्भमे किछु गोटेक मत छन्हि जे गजल गजल छिऐ, से ओकर विभाजन नै कएल जाए। मुदा भक्ति गजल आकि बाल गजल गजलक विभाजन नै, गजलक स्पेसिअलाइजेशन छी। हाइकूक निअमक पालन करितो जँ प्रकृतिपर नै लिखलौं तँ ओ भेल शेन्र्यू। कबीरक उलटबासीक प्रभाव अछि आकि ई गजलक स्वभाव अछि जे एतऽ प्रेमक महत्व छै, भक्ति प्रेमक संगे अबै छै, आ कने उलटबासीक संग जेना प्रेम अबै छै तहिना भक्ति। मुदा ई भक्ति झझा दैत अछि।

अमित मिश्र लिखै छथि:-

विषकें पी नीलकण्ठी छी बनल यौ<br>होश दैवक उड़ल से जीयेलौं अहाँ

तखने जगदीश चन्द्र ठाकुर "अनिल लिखै छथि:-

तों विपत्तिमे दौगल अएलें

हम तोरे हनुमान बुझै छी

२

वीणा ठाकुर जीक साहित्य अकादेमी दिल्लीक मैथिली परामर्शदात्री समिति- (धूर्त-समागम वर्सन २०१३-१७) ऐमेसँ असाइनमेण्ट बला साहित्यकार, रिपीटेड आ साहित्य दुनियाँ सँ कोनो सरोकार नै रखनिहार सभ शामिल छथि, जेना कामदेव झा, कुलानंद झा, नरेश मोहन झा, रवीन्द्रनाथ झा आदिक नाम ब्राह्मणवादी पत्रिका टा पढ़निहार सेहो नै सुनने हेता।) -पूर्ण लिस्ट अछि:- कामदेव झा, ललिता झा, अशोक कुमार झा, शंकरदेव झा, कुलानंद झा, नरेश मोहन झा, खुशीलाल झा, रवीन्द्रनाथ झा आ गलतीसँ झा-झाएक्सप्रेसमे डा॰ शिव प्रसाद यादव सेहो चढ़ि गेला।

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

**अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



## २. गद्य

२.१. आशीष अनचिन्हार-भक्ति गजल

२.२.१.  ज्योति चौधरी-एक युग: टच वुड -भाग-२ २.अवनीश मण्डल- विहनि कथा- गप्पक खोंइचा ३.  मुन्नी कामत -एकांकी- पात-पातसँ बनल परिवार

-

२.३. **जगदीश प्रसाद मण्डल- चारि गोट विहनि कथा**

२.४. जगदीश प्रसाद मण्डल-रत्नाकर डकैत (एकांकी)

२.५. जगदानन्द झा 'मनु'- दूटा विहनि कथा

२.६.१. **जगदीश प्रसाद मण्डल- लघुकथा- उलबा चाउर**

२.७. राम भरोस कापडि भ्रमर- यात्रा प्रसंग- रायपुरक मिथिला महोत्सबः उत्साहक बाढि आ मनीष झा

२.८. रमेश रञ्जन- मैथिली बालनाटक सीमा विस्तार करैत – 'चौआरि'

आशीष अनचिन्हार

भक्ति गजल

जखन विदेह द्वारा बाल गजल विशेषांक निकलल रहए तखन केओ नै सोचने रहए जे एतेक जल्दिए गजलक नव प्रारूप " भक्ति गजल " विकिसित भए जाएत। मुदा से भेल आ ताहि लेल सभसँ बेसी धन्यवादक पात्र छथि ओ लोक सभ जे की गजलक निंदा करैत छथि। कारण जँ ओ सभ नै रहितथि तँ आइ गजले नै रहितै.. बाल आ भक्ति गजलक तँ बाते छोड़ू।

की थिक भक्ति गजल--

जहाँ धरि भक्ति गजलक विषय चयन केर बात थिक तँ नामेसँ बुझा जाइत अछि ऐ गजलमे भक्ति केर वर्णन रहैत छै। तथापि एकटा परिभाषा हमरा दिससँ ----" एकटा एहन गजल जाहि महँक हरेक शेर भक्ति मनोविज्ञानसँ बनल हो आ गजलक हरेक नियमकेँ पूर्ववत् पालन करैत हो ओ भक्ति  गजल कहेबाक अधिकारी अछि"। जँ एकरा दोसर शब्दमे कही तँ ई कहि सकैत छी जे भक्ति गजल लेल नियम सभ वएह रहतै जे गजल लेल होइत छै बस खाली विषय बदलि जेतै। मे भक्ति गजल बाल गजले जकाँ छै।

की भक्ति गजल लेल नियम बदलि जेतै:

जेना की उपरमे कहल गेल अछि जे भक्ति गजल लेल सभ नियम गजले बला रहतै बस खाली एकटा नियमसँ समझौता करए पड़त। माने जे बहर-काफिया-रदीफ आ आर-आर नियम सभ तँ गजले जकाँ रहतै मुदा गजलमे जेना हरेक शेर अलग-अलग भावकेँ रहैत अछि तेना भक्ति गजलमे कठिन बुझाइए। तँए हमरा हिसाबेँ ऐठाम ई नियम टूटत मुदा तैओ कोनो दिक्कत नै कारण मुस्लसल गजल तँ होइते छै। अर्थात भक्ति गजल एक तरहेँ " मुस्लसल गजल " भेल।

किछु लोक आपत्ति कए सकै छथि जे गजल तँ दार्शनिक रहिते छै तखन ई भक्ति गजल किएक ? उचित प्रश्न मुदा हम कहब जे दर्शन आ भक्ति दूनूमे बहुत अंतर छै जकर चर्चा विद्वान सभ करिते रहै छथि तँए ई भक्ति गजल दर्शन बलासँ अलग भेल।

तारीखक हिसाबें भक्ति गजलक उत्पति कें मानल जाएत जनवरी 2012कें मानल जाएत जाहिमे जगदानंद झा मनु जीक भक्ति गजल आएल। मुदा ओहूसँ पहिने मिहिर झा द्वारा एकटा आएल जे ताहि समयकेँ हिसाबसँ ठीक छल मुदा बढ़ैत ज्ञानक सङ्ग ओहिमे काफिया आदिक दोष बुझना गेल। मुदा भक्ति गजल स्वरूप मैथिलीमे पहिनेहें फड़िच्छ भए चुकल छल। मैथिलीक प्रारंभिके दौरमे भक्ति गजल शुरुआत भए चुल छल कविवर सीताराम झा आ मधुप जीक गजलसँ सेहो शुद्ध अरबी बहरमे। मने 1928 धरि भक्ति गजल पूर्ण रूपेण स्थापित भए गेल छल मैथिलीमे।

तँ एतेक देखलाक पछाति आउ देखी कविवर सीता राम झा आ ओहि समयक किछु भक्ति गजल---तँ आउ देखी 1928मे प्रकाशित कविवर सीताराम झा जीक " सूक्ति सुधा ( प्रथम बिंदु )मे संग्रहीत एकटा गजलकेँ जे की वस्तुतः " भक्ति गजल " अछि---

जगत मे थाकि जगदम्बे अहिंक पथ आबि बैसल छी

हमर क्यौ ने सुनैये हम सभक गुन गाबि बैसल छी

न कैलौं धर्म सेवा वा न देवाराधने कौखन

कुटेबा में छलौं लागल तकर फल पाबि बैसल छी

दया स्वातीक घनमाला जकाँ अपनेक भूतल में

लगौने आस हम चातक जकां मुँह बाबि बैसल छी

कहू की अम्ब अपने सँ फुरैये बात ने किछुओ

अपन अपराध सँ चुपकी लगा जी दाबि बैसल छी

करै यदि दोष बालक तँ न हो मन रोख माता कैं

अहीं विश्वास कैँ केवल हृदय में लाबि बैसल छी

एकर बहर अछि-1222-1222-1222-122 मने बहरे हजज

नोट--१) कविक मूल वर्तनीकेँ राखल गेल गेल अछि। विभक्ति सभ अलग-अलग अछि जे की गलत अछि।

२) कवि द्वारा चंद्र बिंदु युक्त सेहो दीर्घ मानल गेल अछि जे की गलत अछि। प्रसंग वश ईहो कहब बेजाए नै जे कविवर अपन गजल समेत सभ कवितामे चंद्रबिंदुकेँ दीर्घ मानि लेने छथि। शायद तँए पं गोविन्द झा जी सेहो चंद्र बिंदुकेँ दीर्घ मानै छलाह आ जकर खंडन भए चुकल अछि।

ऐकेँ अलावे मधुप जीक भक्ति गजल अछि। विजय नाथ झा जीक भक्ति गजल अछि। कहबाक मतलब जे अनचिन्हार आखरक आगमनसँ पहिनेहे भक्ति गजल छल मुदा ओकर नामाकरण ( पहिल रूपमे जगदानंद झा मनु ) अनचिन्हार आखरक पछाति भेल।

वर्तमान समयमे हमरा छोड़ि लगभग सभ गजलकार भक्ति गजल लीखि रहल छथि जेना , जगदानंद झा मनु, चंदन झा, अमित मिश्र, पंकज चौधरी नवल श्री, बिंदेश्वर नेपाली, सुमित मिश्र, श्रीमती शांति लक्ष्मी चौधरी, श्रीमती इरा मल्लिक, ओम प्रकाश, बाल मुकुन्द पाठक, जगदीश चंद्र ठाकुर अनिल, मिहिर झा, प्रदीप पुष्प, अनिल मल्लिक, राजीव रंजन मिश्र इत्यादि-इत्यादि।

ऐ विषयमे आर अनुसंधानक जरूरति अछि ऐ छोट आलेख आ हमर छोट बुद्धिमे भक्ति गजल एहन विस्तृत वस्तु ओतेक नै आएल जतेक एबाक चाही। ओना हम फेर विदेहकेँ ऐ विशेषांक लेल धन्यवाद नै देबै कारण हमहूँ विदेह छी आ लोक अपना आपकेँ धन्यवाद कोना देत।

१.  ज्योति चौधरी-एक युग: टच वुड -भाग-२ २.अवनीश मण्डल- विहनि कथा- गप्पक खौंइचा ३. मुन्नी कामत -एकांकी- पात-पातसँ बनल परिवार

१



ज्योति चौधरी

**एक युग: टच वुड - भाग २**

हम कहैत छी लगभग, कारण हमर जखन ब्याह भेल हमर पतिक उम्र 30 साल रहनि आ हमरा सभ लग समय नै छल जे हम सभ ८-१० साल प्रतीक्षा करितौं बच्चाक लेल, से स्वभाविक छल जे हमर सबहक विवाहक बड्ड विशेष स्वप्न छल अपन बच्चा। अपन नैहरमे हम बहुत बच्चा जकाँ रहैत रही तैं हमर पतिदेवकेँ विश्वासे नै छलनि जे हम कोनो मुश्किल समयमे हुनकर संग देबनि। हम हुनका लग नाटक करियनि जे हम छोट छी तइ कारणे ओ हमरापर विश्वास नै कऽ रहल छथि। हमर ऐ नाटकक असर ई छल जे हुनका दस साल लागि गेलनि ई कहैमे, जे सच्चे अहाँक कद छोट अछि। हम अपन चलाकी मात्र अपन माँकेँ कहने रहियनि। सासुरमे बजितौं तँ सभ तुरन्त खुलाशा कऽ दितथि। परिणामस्वरूप हमर पतिदेवक व्यवहार सेहो बदलि जैतनि। मुदा हम बुझैत रहिऐ जे ई हुनकर डर बा अज्ञानता नै छलनि बल्कि बढ़िया शिष्टाचार छलनि जे ब्याहमे कतेक दिन चलि सकैत छै। हमर मानब अछि जे ब्याहक किछु साल बाद पति-पत्नीमे औपचारिकता नै रहि जाइ छै आ तकरे बाद ई परख होइत छै जे के बेसी नीक इन्सान छथि। नीक मतलब व्यवहार आ विचार सँ नीक भेनाइ जे सर्वप्रथम परिवार, दोसर पाठशाला आ तेसर कार्यक्षेत्र, ऐ तीनूक असर होइ छै। आर्थिक परिस्थितिसँ मूल सिद्धान्तपर असर नै एबाक चाही।

हमर पतिदेवक आदर्श बड़ ऊँच छलनि। हुनकर ई असर छलनि जे दियादनी सभकेँ चपटने रहै छलखिन मुदा हम सासुरमे हमेशा डेरायले रहै छलौं। आ वापस अपन घर लौटलापर एको बेर परिवार बा संगीक कुनो चर्चा केनाइ सम्भव नै छल। जहिया चर्चा करी तँ अगिला दिन खाना बना कऽ बैसल बाट ताकैत रही आ ओ जरूरी काजमे फँसल रहै छलथि। बहुत बेर हमर बहस भेल जे अकरा तँ जिम्मेवारीसँ भागनाइ कहैत छै मुदा हुनका लग कुनो जवाब नै रहनि। परिवारमे छोट हेबाक सभ्यता आ काजमे नब होइक बहाना। ओना हम मानैत छी जे एक मध्यवर्गीय परिवारक होइतो हमर पतिदेव कम उम्रमे एक बहुराष्ट्रीय कम्पनीमे कार्यरत छलथि आ बहुत संगी साथीसँ घिरल रहै छलथि। संगी सबहक पत्नी सभ हुनका बड्ड पसन्द करैत छलनि। देखैमे तँ नीक रहैथे, संगे घरक खर्चा सम्हारैमे तँ बेसीये सक्कत हाथ रहनि। हम कहियो हुनकर बिल नै सम्हारलौं। बस हमरा ई बुझल रहए जे हमरा कारणे कोन बिल बेकारमे बढ़ि रहै छै।

हुनकर बहुत संगी सभ छलनि आ अपन अविवाहित जीवनमे ओ पार्टी सभमे व्यस्त रहैत छलथि। जौं हम ओहेन स्वतंत्र आ रंगीन जीवन बितेने रहितौं आ पुरूष रहितौं तँ मुम्बइ कखनो नै छोड़ितौं। ओहुना जौं मात्र हम अपने दऽ सोची तैयो हमरा मुम्बइक बड्ड मोन पड़ैत अछि। सते ओ स्वप्न नगरी छै। हमर हृदय आ आत्मा बेर-बेर ओतै घूमैत रहैत अछि। चारकोपक ९० फीट रोड, मन्दिर, पेण्टिंगक दोकान, रासनक दोकान, माछक बजार, पानीपुरीक ठेला, हरियर भाजीक दोकान, गोविन्दाक खेल, घर-घरमे गणपति विराजित करैक प्रथा, दुर्गापूजाक दाण्डिया आ आरो मारिते याद जे ऑखिमे पानि आनि दैत अछि। ई बम्बइ शहर छल

जतए हम साँझमे भगवानक पूजा केनाइ शुरू केने रही। कारण ओतए साँझमे घरपर फूल बेचए आबै छलै आ हमरा फ्रीजमे फूल राखि कऽ भोरे भगवानकेँ चढ़ेनाइ नै पसन्द छल। आ बीच-बीचमे हम भोरे-भोर काजपर सेहो भागैत रही। सब्जी भाजीक खरीदारीमे हम बहुत गुजराती आ मराठी सेहो सीख गेलौं। जेना ओतए चाउरक चोखा, आलूक बटाटा, मटरक बटाटा, प्याजक कान्दा, धनिया पत्ताक कोतमीर आदि होइत छलै। हमर पतिदेव ऐमे बेसी जानकार छलथि जेनाकि हमर पिताजी बंगाली आ उड़िया बड्ड बढ़ियासँ बाजि आ बुझि लैत छलथि। हमरा मोन अछि जे जखन हम बाबुजी संगे बजार जाइ तँ हुनका बेसी काल देखियनि मिरचाइवालीसँ पुछथिन- “लंका मिष्टी होबे की नाई?” मिरचाई मीठ अछि की नै? आ ओ खिसियाइ- “लंका केमोन कऽरे मिष्टी होबे?” मिरचाइ कोना मीठ हेतै।

हमर सभसँ बढ़िया समय बियाहक बादक छल जखन सप्ताह भरिक काजक बाद हम दुनु सप्ताहान्तमे घरमे शान्तिसँ समय बिताबै छलौं। नौकरानीकेँ सेहो सप्ताहान्तमे नै काज रहैत छलै कारण हमरा घरक काज अपने केनाइ पसन्द छल। हम सभ शनि दिन साईंधाम मन्दिर जाइत छलौं आ घुरती काल खरीदारी करैत बाहर खा कऽ घर लौटैत छलौं। घर आबि कऽ तरकारी काटि कऽ सप्ताह भरिक खानाक तैयारी करै छलौं फेर पूरा परिवारसँ बात करैत छलौं आ फेर देर राति तक बॉलीवुडक फिल्म देखैत छलौं। लोकल विडियो क्लबक मेम्बर बनल छलौं से जे सभसँ नब फिल्मक सी. डी. ओकरा लग रहैत छलै से दऽ जाइत छल। परिवारसँ बात केनाइ तँ टॉनिक छल हमरा लेल, नब शहरमे। आ देर तक फिल्म देखैक परिणामस्वरूप रविदिन सुतनाइ। सुतनाइ।। आ सुतनाइ।।।

२

अवनीश मण्डल

विहनि कथा

**गप्पक खोँइचा-**

स्कूलमे सरजी सँ पुछलियनि-

“सरजी, खोंइचा छोड़ाएल गप केहेन होइ छै?”

सरजी कहला-

“हौ बौआ, गपे तीन रंगक होइ छै। एकटामे खोंइचा होइते ने छै, दोसरमे गुड़मी-खीरा जकाँ पातर होइ छै आ तेसरमे बेल जकाँ तेहेन सक्कत होइ छै जे ओ सोहेबे ने करैए।”

३.

ejournal विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका **'विदेह' १२६ म अंक १५ मार्च २०१३ (वर्ष ६ मास६३ अंक१२६)** मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA



**मुन्नी कामत** -एकांकी- **पात-पातसँ बनल परिवार**

**प्रथम-दृश्य-**

(बड़की भौजी असगरे तामशसँ लाले-लाल अछि, जेना लगैत अछि जे ओकरा देह मे आ बोलमे कोइ लुंगिया मेरचाय रगड़ि देने हुअए।)

बड़की भौजी- उंउ कइर-झुमरि, कइर-लुठबी बुझै कि छै अपनाकेँ? हमरासँ मुँह लगाओत। नमहर छोटक लिहाज नै, बाप रे बाप मुँहमे मेचो नै परै छै बजैत कला। आय अबए दै छिऐ टुनमा बाबूकेँ, कहबै नै बनत हमरा ऐ मोगिया संगे हमरा भीन करि दिअए।

(शंकर कअ प्रवेश)

शंकर- टुनमा माए, हे यैयय टुनमा माए, कि भेल? एना किआ तिलमिला रहल छी! असगरे केकरा संगे बात करै छिऐ।

बड़की भौजी- ओइ ऊपरबला सँ, जे नमहर बना कऽ तँ पठेलक ऐ घरमे पर भैलू कुत्तो जकाँ नै यऽ। आब तँ छोटकीकेँ बोल फुटए लगलैए। अपन बेज्जति करबैसँ नीक यऽ कि पहिले सर्तक भऽ जाइ। हम भीन हइ लऽ चाहै छी।

शंकर- धुर्रर, बताह भेलिऐ कि! लोग कि कहत चुप रहू। चलु हम हाथ-पएर धोने अबै छी जल्दि खेनाइ लगाउ बड़ जोड़ भुख लगल अछि आ अहूँ कनी संगे खा लिअ तामश हटि जएत।

(पटाक्षेप।)

**दोसर-दृश्य-**

पंकज- छोटकी कि भेलै यइ? आय भौजी पुरे घरकेँ अपना माथपर उठेने छै।

छोटकी- अहाँकेँ भौजी बेसी बलगर अछि तइ खातिर छोट-मोट बातपर हंगामा खड़ा केने रहैए। असल बात तँ ई छै कि दुनू पावर मिलल छै ने, साउसोकेँ आ जेठानियोकेँ तँइ मति छिन्नु भऽ गेल छै।

पंकज- (तमसा कऽ कहै।) अहाँकेँ बजैक तमीज नै अछि। अहाँ अपन माइयो संगे अहिना बजैत रहिऐ आकि अतए सठियेलियइ हेँ। ठीके भौजी कहै छै अहाँकेँ जुवान नै रेती छी रेती। खब्बरदार जे हमरा माए सनक भौजीक विरूध एको गो अनरगल शब्द बजलौं तँ जीह घीचि लेब। धनि ई भौजी जे हम जिंदा छी। बिनु माएक तँ हम अनाथे भऽ गेल रही, यएह भौजी जे माए बनि हमरा सहारा देलक। आइ ओकर एगो बात अहाँकेँ घोंटल नै जाइए।

छोटकी- हम छोट छी तँ अकर मतलब कि बड़काकेँ एड़ी तर मसलैत रही। हम आगू भऽ कऽ लड़ैले नै जाइ छी, मुदा एगो बात बूझि लिअ कोइ आगु भऽ कऽ जे हमरा बात कहत तँ पाछु सँ हम छोड़ब नै। नमहर लोककेँ अपन बेवहारसँ छोटक आगु नमहर भऽ कऽ रहए पड़ै छै तबे उ नमहर कहाइ छै।

(दूरेसँ शंकरक अवाज सुनाइत अछि)

शंकर- बौआ पंकज हौ कथीकेँ बहस करै छहक दुनू गोरे। आबा घरसँ बाहर आबह। जेना छोट बच्चा लड़ाइ-झगड़ा कऽ फेर एक्केठीम आ ओकरे संगे हसए-खलए लगैत अछि तहिना एकरा दुनूकेँ झगरा छै। तूँ आब एना बात नै बढ़ाबह।

पंकज- अबै छी भैया।

(पटाक्षेप।)

**तेसर दृश्य-**

(3-4टा बच्चाक संगे पायल आ काजल घरक बाहर खेलाइत अछि। खेल-खेलमे दुनू बहिन आपसमे लड़ए लगैए, तखने बड़की भौजी बच्चाकेँ चिख-पुकार सुनि घरसँ बाहर अबैए आ एक थप्पर अपन बेटी पायलकेँ आ एक थप्पर छोटकीकेँ बेटी-काजलकेँ मारैत अछि।

(थप्पर लगैत पाँच सालक काजल मुँह भरे खसि पड़ैत अछि। तखने छोटकियो दौगल अबैए।)

छोटकि- बाप रे बाप, मारि देलक हमरा बेटीकेँ। मुँहसँ खुन बोकड़ैत अछि। कोइ दौगू डॉक्टरकेँ बजेने आउ। काजल... बेटी काजल....!

(जहिना छोटकी काजलकेँ कोरामे उठाबैत अछि सभ अबाक् रहि जाइत अछि। काजलकेँ मुँहसँ खुनक पमारा निकलैत अछि। काजल मुर्छित भऽ जाइत अछि। बड़की भौजी दौग कऽ एक लोटा पानि अनैए आ काजलक मुँह पर पानि छिटैए।)

बड़की भौजी- बुच्ची काजल, बाबू कि भेल आँखि खोलू।

छोटकी- ई मगरमछक नोर लऽ कऽ सहानुभूति देखबै लऽ अतए नै आउ। हमरा बेटीकेँ ऐ अवस्थामे पहुँचा कऽ आब हमदर्दी देखबै छी! अगर अहाँ एक बापक बेटी छी तँ हमरा नजरिसँ दूर भऽ जाउ। हम अहाँक मुँह देखए नै चाहै छी।

(बड़की भौजी कनैत घर चलि जाइत अछि। पंकज डॉक्टरकेँ संगे दौगैत अबैत अछि।)

डॉक्टर- (काजलकेँ देखि ओकर खुन सब पोछैत) चिंताक कोनो बात नै छै, अगुलका दाँत ठोरमे कनियेँ गरि गेल रहै आ छोट बच्चा छै तँइ मुर्छित भऽ गेलै। हम किछु दवाइ लिखि दै छी। मंगबा लिअ तीन दिनक खोराक अछि आ घबरा नै किच्छो नै भेलै। बच्चाकेँ अहिना छोट-मोट चोट लगिते रहै छै।

पंकज- चलु डॉक्टर सहाएब, हम अहाँकेँ छोड़ि अबै छी।

(पटाक्षेप।)

**चारिम दृश्य-**

(बड़की भौजी आ शंकर दुनूक बीच ऐ प्रसंग पर चर्चा होइत अछि।)

शंकर- पायल माए, अहाँ ई ठीक नै केलौं। घरक झगड़ाकेँ तामशसँ अहाँ छोट बच्चापर निकालि लेलौं।

बड़की भौजी- छोटकी आ बौआ तँ यएह सोचै छै कम-सँ-कम अहाँ तँ हमरा समझू, हम तँ झगड़ा छोड़बै खातिर दुनूकेँ कनिकबे जोरसँ मारलिऐ, हमरा कपारमे दोष लिखल छेलै तँइ ई घटना घटलै।

छोटकी- घटना घटलै कि घटना घटेलिऐ। हमरासँ लड़ि कऽ मन नै शांत भेल तँ हमरा बच्चोकेँ नै छोड़लौं।

(पंकज दिश ताकैत) सुनै छिऐ आय अखने भीन होउ नै तँ हम अपना देहपर मटिया तेल छीट कऽ आगि लगा लेब।

पंकज- अच्छा शान्त रहू, हमहुँ नै आब जड़िमे रहब। ऐ खुनक खेल खेलाइ सँ तँ नीक रहत जे अलगे रहू मुदा शांतिसँ रहू।

शंकर- बौआ कि बजै छहक तूँ। एकरा सभकेँ बातमे आबि कऽ तुहों अहिना बजए लगलहक। खबरदार जे फेरसँ भीनक नाओं लेलहक।

पंकज- भैया, ई हमर आखिरी फेसला छी। आब हम जड़मे नै रहब।

शंकर- बौआ, लोक कि कहतह, एना नै करह। जल्दिबाजीमे कोनो फेसला नै करल जाइ छै।

पंकज- हमरा लोकक परबाह नै छै अगर परवाह छै तँ अपन बच्चा आ परिवारक। जखनि हमर बच्चा लहु-लोहान छल तखनियेँ हमर मन तोरासँ भीन भऽ गेलौ।

(सभ मुँह लटका अपना-अपना कमरामे चलि जाइत अछि।)

(पटाक्षेप।)

**अंतिम दृश्य-**

(घरक सभ सदस एक संगे एकट्ठा होइत अछि।)

राधेश्याम- बौआ पंकज, कि भेलै जे बात भीन-भिनाओज पर चलि एलै।

पंकज- बाबु हम कोनो तर्क-वितर्क करैले नै चाहै छी, हमरा जड़मे नै बनैए तँइ हम भीन हएब।

राधेश्याम- छोट-मोट बातपर घबड़ेनाइ आ जिनगीक संघर्षसँ मुकरनाइ ई इंसानक काज नै भगोराक काज छी।

पंकज- बाबू, आय हमर बेटीकेँ ई हाल भेल काल्हि किछु और हएत। अतेक दिनसँ काजलक माए संगे होइत रहै तँ हम किछो नै कहैत रहिऐ, आब हमरा बच्चा संगे करए लागल अखनो जे हम किछो नै बजब तँ कहीं काल्हि अंजाम ईहोसँ बूड़ा नै हुअए।

राधेश्याम- बौआ, काजल संगे जे भेलै उ संयोग मात्र रहै। एनाहियो तँ भऽ सकैए कि काल्हि आइयोसँ नीक होय। बौआ भिन्न भेनेसँ खाली अंगना नै मनो बटाइत अछि। सम्मलित परिवार एक शरीर जकाँ होइत अछि। जेना शरीरक कोनो अंगमे एगो काँट गड़ैसँ ओकर दरदक लहरि पुरे शरीरमे दौगैत अछि तहिना सम्मलित परिवारमे कोनो एक व्यक्तिकेँ किछो हो छै तँ ओकर दरदक एहसास पुरे परिवारक हर सदस्यकेँ होय छै। असगर रहनेसँ इंसान स्वार्थी भऽ जाइत अछि। जेना शरीरक कोनो अंगमे घाव भऽ गेलापर ओकरा काटि कऽ अलग करि कऽ बजैए मलहम लगा कऽ ठीक करल जाइत अछि, तहिना परिवारक बीच बरहल मन-मोटओकेँ प्यारक मलहमसँ आ आपसी समझौतासँ दूर करैत अछि। आय बड़की कनियाँकेँ एक थप्पर तोरा नजरि एलह आ ओकर अतेक सालक दुलार बिसरि गेलहक। जे भौजी माए बनि हरिदम तोरा आगु ठाढ़ रहह उ अगर तोरा बेटीकेँ एक थप्पर माइरे देलकह तँ कि गुनाह केलकह।

छोटकि कनिया हमर एगो बात सुनह, सासुरमे सासु माएक रूप आ दियादिनी बहिनक रूप होइत अछि। ओकरा जाबे तक जिनगीमे उतारबहक नै घर स्वर्ग नै बनतह बस मकान बनि कऽ रहि जेतह। जतए रहै आ खाइक सुविधा होय छै और किछो नै।

(सब एक संगे हाथ जोड़ि कऽ)

बाबु हमरा सभकेँ माफ करि दिअ, हम सभकेँ सभ गुनेहगार छी। जँए अहाँकेँ मन दुखेलौं। हम आपसमे कहियो नै लड़ब ने कहियो भीन हएब।

(पटाक्षेप।)

इति।

ejournal विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका 'विदेह' १२६ म अंक १५ मार्च २०१३ (वर्ष ६ मास ६३ अंक १२६) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**जगदीश प्रसाद मण्डल- चारि गोट विहनि कथा-**

**बच्चा गेने दूधो गेल**

जहिना कियो धन-धरमकेँ संगे जाइत देखि बिलखि-बिलखि तड़सैए तहिना सुखलाही दीदी टुटैत जिनगीक बाट देखि कानि रहल छथि।

'सुखलाही' तेसर नाओं छियनि। पहिने समाजोक लोक सुखिया रखलकनि। पतिक सम्बन्धक पछाति सुखली कहए लगलनि। सासुरसँ नैहर आबि जहियासँ बसली तहियासँ सुखलाही दीदी सभ कहए लगलनि।

बड़ धुमधामसँ माए-बाप सुखियाक बिआह केलखिन। पढ़ल-लिखल बरक संग। मुदा भाग्यकेँ दोषी बना समाजमे दीदीक रूपमे जीब रहल छथि।

किछु दिन पूर्व धरि परिवारोकेँ संग रखबाक परिपाटी नहियेँ जकाँ छल मुदा आब तँ सोझे अछि। पति सुशील

दिल्लीयेमे दोसर बिआह कऽ लेलखिन। मुदा मिथिलांगना सुखिया, शुभ-कामना देलखिन-

"दुनियाँमे कतौ रहू, सुखसँ रहू, अहींक सुख ने हमरो सुख छी।"

परिवारक बिगड़ल दशासँ हटि सुखिया नैहर आबि बसि गेलीह। दस कट्ठा जमीन पिता भायसँ अलग कऽ देलखिन। सझिया परिवार रहितो हिसाब-किताब समगम छलनि। पिताक मुइला पछाति भायसँ अलग भेली।

गाममे इन्दिरा आवाशक कोठा देखि सुखलाही दीदीकेँ सेहो मन जगलनि। मुदा कि कहि घर मंगबै! जेकर पति पचास हजार महिना कमाइ छै, से पचास हजार ले कहबै जे विधवा छी! कथमपि नै।

होलीक धुमसाहीमे सुशील पाँचो तूर गाम एलखिन। अपन तँ डीहो-डाबर नै, सासुरक गाम। फुगुआक पीहकारीमे सौतीन फँसि गेली। चालीस हजारमे एकटा जर्सी गाए कीनि कऽ खूटापर बान्हि, चल गेली।

पनरहिये बच्चा, मास पुरबो ने कएल आकि मरि गेलै। सुखलाहीक जिनगीक सपना- 'ईटाक अपन घर हएत, गाए भाइये गेल, जारनो-काठी आ खाइयोक उपाए भइये गेल..।'

मुइल बच्चा देखि सुखलाही दीदी कानि-कानि कहै छथिन-

“बच्चा गेने दूधो गेल।”

**दूधे पीब लिअ**

कुम्भ मेलासँ दुनू बेकती, बस स्टैण्डसँ पएरे अबैत रही। सीमा कातेमे रामधन नजरि पड़ल। रामधन दबाइ आनए झंझारपुर जाइत रहए। नजरि मिलिते गप करैक जिज्ञसा जागल। पुछलिऐ-

“रामधन, गामक की हाल-चाल अछि?”

अपन काज बिसरि रामधन बाजल-

“कनी बैस लिअ, जखन गामक हाल-चाल पुछलौं तँ कहिये दइ छी।”

अपनोसँ बेसी जिज्ञासा पत्नीकेँ भेलनि। अह्लादि बजली-

“कनी हाथो-पएर जिरा जाएत आ समाचारो बूझि लेब।”

जेबीसँ तमाकुलक डिब्बी निकालि रामधन बाजल-

“भने अहूँ कखैन खेने हएब कखैन ने, तमाकुलो खाइये लेब।”

रस्ताक झमारल रहने हुअए जे जल्दी स्नान भोजन कऽ ओछाइन पकड़ी। मुदा तीन गोटेमे दू गोटे एक दिस अनेरे हल्लुक होइतौं। तइसँ नीक अपन गरमी दाबि लेलौं। तहूमे सौभरी महात्म्य कथा पढ़ैक मौका भेटल। अगुतबैत कहलिऐ-

“तमाकुलोमे लाड़नि चलाबह आ मुहोँ चलाबह। ठेहिआएल छी, बेसी काल अँटकि नै हेतह।”

रामधन बाजल-

“अहीं दुआरे तीन दिनसँ एकटा पनचैती अँटकल अछि।”

“कथीक पनचैती?”

“सुरतिया घरपर गीध बैस गेलौं, तेकरे तेहेन घमरथन गाममे होइ छै जे की कहूँ। थनो-पुलिस भऽ गेलै।”

जिज्ञासु होइत पुछलिऐ-

“थाना-पुलिस किअए भेल?”

बाजल- “ढोढ़बा-मंगला चाहे दोकानपर बैस चीलमो पीबैत रहए आ गपो करैत रहए। ढोढ़बा कहलकै सुरतियाकेँ पतिया-प्राश्चित लगतौ। तइपर मंगला कहलकै, जे पतिया-प्राश्चित लेत तेकर मोछ उखाड़ि लेबै।”

रामधनक बात सुनि कऽ हँसी लागल, पुछलिऐ-

“तब की भेल?”

“दुनू गोटे पटका-पटकी कऽ थाना गेल।”

थानाक नाओं सुनिते चकित भऽ गेलौं, कहलिऐ-

“आब तोहीं कहह जे जखन थाना गेल तखन की पनचैती हेतै। अच्छा एकटा बात कहअ तँ, सुरतिया ओ घर छोड़ि देलक आकि उठिते-बैसतै, खाइते-पीबिते अछि।”

“ओ तँ कहै छै जे सोझामे बाजत तेकर जीह काटि लेबै। चिड़ै छलै, सबहक घरपर बैसै छै, हमरो घरपर बैसल।”

कहलिऐ- “तब तँ फड़िआएले अछि, झंझट कहाँ देखै छिऐ किछु जे पनचैती करबै।”

जिज्ञासा करैत रामधन पुछलक-

“केहेन पनचैती हेबाक चाही।”

कहलिऐ- “अनेरे कोन धो-धामे दूधकेँ दूरि कऽ धोर-मट्ठा दही बना खेबह, तइसँ नीक जे दूधे पीब लैह।”

ejournal विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका 'विदेह' १२६ म अंक १५ मार्च २०१३ (वर्ष ६ मास ६३ अंक १२६) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

**बाम-दहिन**

रतुका खर्चा अनैले कनीयेँ दिनमे चौकपर जाइ छलौं। ओना अगुआएल छलौं मुदा पाछूसँ एकटा मोटर साइकिलबला हमरासँ अगुआ गेल। अध बाट लग जखन एलौं तँ, दू लग्गा आगू मोटर साइकिल एकाएक रूकए लगल आकि नजरि बढ़ल। एकटा चित्रकबरा बिलाइ पच्छिमसँ पूब मुहेँ अपन रस्ता धेने, पहिने असथिरेसँ मुदा मोटर साइकिलकेँ अबैत देखि दौग कऽ टपि गेल।

गामेमे घरसँ उत्तर बीघा डेढ़ेक हटि चौक अछि। चौक कि आन गामक चौक जकाँ तँ नहियेँ अछि तँए कि कनहा मामाकेँ मामा नै कहबै। हँ एते जरूर अछि जे आन गामक चौकमे ताड़ियो-दारू बिकाइ छै हमरा गामक चौकपर से नै अछि। महज आठ-नौटा दोकान छै, जइमे एकटा किताबक, एकटा दवाइ, एकटा साइकिल तीनटा नोन-तेलक सँ लऽ कऽ बेसाह धरिक, दूटा चाहक आ एक्केटा पानक अछि।

आगूमे मोटर साइकिलकेँ रूकैत देखि हमहूँ अनमेना केलौं। पेशाब करए बैस गेलौं। से नै करितो तँ एक्कैसमी शदीक मनुखसँ भेँट केना होइतए। मोटर साइकिल लऽ स्टार्ट केनहि पएर रोपि ठाढ़ भेल बेचारा ऐ आशामे जे कियो आगू बढ़त तखन ने बढ़ब, बिलाइक बाट काटब बड़ खराप होइ छै, काल्हियो गुरुदेवक मुहेँ सुनलौं।

तइ बीच एकटा छह-सात बर्खक छौड़ा बिस्कुट कीनए दौगल टपि गेल। ने बिलाइये देखलक आ ने बिलाइक बाट काटब देखलक। पेशाबे करै काल दूटा बातमे उठल। एकटा ई जे जखन तेल-पेट्रोलपर चलैबला इंजनकेँ बिलाइ रोकि सकैए तखन पएरे चलनिहारकेँ तँ ससरए नै देत। दोसर बात उठल जे ने मोटर-साइकिलबला एकटा अछि आ ने बिलाइ एक्केटा छै, नै किछु तँ दसो-बीस करोड़ हेबे करतै। तखन ई बट-कट्टा बिलाइ मोटर-साइकिल रोकि कते तेल पीबैत हएत!!

मोटर-साइकिल आगू बढ़िते चाहक दोकानक आगूमे ठाढ़ भेल जे रहए से देखने छल। लग अबिते पूछि देलक-

“भाय, ओतए किअए अँटकल छेलिऐ, किनकासँ काज छलए?”

मोटर साइकिल रोकि सोल्हम शताब्दीक जेठजन जकाँ बाजल-

“बिलाइ बाट काटि देने छल।”

एतबे बजिते छल आकि चाहक दोकानपर घौंचाल भेल। एक गोटे पूछलक-

“बाम-सँ-दहिन गेल आकि दहिन-सँ-बाम।”

“बाम-सँ-दहिन।”

दोसर बाजल- “बूड़ि कहीं कऽ दहिन-सँ-बाम कटै छै आकि बाम-सँ-दहिन।”

तेसर बाजल- "एकरा सबहक खच्चरपन्नी तोंही सभ बुझबहक, हौ मोटगरहा कीलबला, बाजह तँ जखन तोरा कोनो काज घरवैयासँ नै छेलह तखन तूँ ओकरा घर लग किअए साइकिल लगा ठाढ़ छेलहक?"

चारिम बाजल- "एतबो नइ तोरा अखैन धरि अकीलसँ भेँट भेलह जे किसान परिवारक माए-बहिनसँ लऽ कऽ पुरुष-पात्र धरि अर्ध नग्न भऽ अपन काज करैत अछि। तखन तूँ किअए ठाढ़ भेलहक।"

ताबे हमहूँ चौकपर गेलौं। गरदम-गोल होइत देखि मन भेल जे जा कऽ देखिऐ, मुदा फेर भेल जे आन-गामबलासँ एक्के गोटेकेँ गप करक चाही। जखने बेसी मुँह एक दिस हेतै आकि...। मुदा बिनु बुझनहि कहलिऐ-

"अनेरे तूँ सभ अनगौँआँकेँ बाट रोकै छहक। जाउ, जाउ भाय सहाएब।"

**छातीक बीख-**

साइठ बर्खक जिनगीमे समए, जुन्ना ऐंठल बाँसक खुट्टा जकाँ बना देलक। अपनो छगुन्ता लगैत रहए जे ऑल-रौनडर कलाकार जकाँ ओहन कलाकार ने तँ छी जे सभ पार्ट असकरो खेलि सकै छी। आकि सभ पार्ट खेलेनिहार लेबड़ा छी। दर्जनो नाओं आ दर्जनो उपनाओंसँ भरि दिन काज चलैए।

जँ पैघ पार्ट खेलेनिहार हीरो छथि आ फगुआमे भाव-प्रदर्शन मने-मन करैत रहता तँ कि होली खेलब भेल। होली तँ सतरंगा रंगक पावनि छी। जे जीबए से खेलए फागु। खैर जे होउ, अनेरे दुनियाँ लए मगर-मारी किअए करब।

हम चटवाहो छी। केहनो-केहनो नागक डँसल बीखकेँ उतारि दइ छिऐ। चरि-कोसीक लोक जनै छथि ओहिना नै छी। जिनका पुछबनि ओ कहि देता जे छाती बीख उतारैबला चटबाह फल्लाँ। सोलहे-सतरह बर्खक रही तहिये चनौरा गहबर जा चाटीक सीख लेलौं। तहियेसँ गामक चटवाहमे बहाली भऽ गेल। मुदा समैक चालिमे पड़ि ऐ बुढ़ाड़ीमे छातीक चटवाह बनि गुनधुनमे पड़ल छी।

भेल एना जे सौंसे गाममे चारियेटा चटवाह छलौं, भदवारि आ जेठमे बेसी सँपकटिया भेने रेजानिस-रेजानिस भऽ जाइ छलौं। तखन अपनामे सीनियर-जुनियर कऽ कऽ बँटबारा कऽ लेलौं। जखन कतौसँ कियो बजबए आबए तँ पहिने पूछि लिऐ जे कोनठाम बीख छै।

ठेहुनसँ निच्चाँ एक गोटेक भाँजमे, जाँघसँ डाँढ़ धरि दू गोटेक भाँजमे आ सीनियर जानि हमरा छातीक भार भेटल। से करीब बीस बर्खसँ खुब नाओं कमेलौं। खूब जसो परोपट्टामे अछि।

बीच्चेमे रमेश बाजल- "आब की करै छी?"

"एकटा छुटि गेल। जखन गाममे जेठुआ अमार परदेश जाइक उठल, तखन हमरो मन डोलल। मुदा हमरा मनमे उठल जे रोजगार गाममे करै छी, सएह ओतौ करब आकि दोसर? जँ अपन रोजगार रहत तँ अबै-जाइमे नीक रहत। मुदा बदलने जिनगी बदलि जाइ छै। तखन तँ पहपटिमे पड़ि जाएब। नै गेलौं।"

रमेश पुछलक- "अखन?"

बुढ़ाड़ीमे ज्ञान भेल, से खुशी अछि। जे नामी मनतरिया छला, जे केहनो-केहनो साँपक बीच उतारै छला आ जखन बुढ़ाड़ीमे अपने कटलकनि तँ कहलखिन जे डाक्टर लग लऽ चलू। सुनि हमरो भक खुजल मुदा लोको-लाजक परीछा तँ काजेमे होइ छै। तँए कहै छिऐ जे साइठ बर्खमे सरकारो घरसँ लोक रिटायर होइए, हमहूँ साइठ टपि गेलौं। तँए सेवा निवृत्ति भऽ गेल छी।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**पुरुष पात्र-**

1. रत्नाकर- 60 बर्ख।
2. महेश- 55 बर्ख।
3. सुरेश- 55 बर्ख।
4. गणेश- 25 बर्ख।
5. भजन लाल- 48 बर्ख।
6. मिसर लाल- 48 बर्ख।
7. रमण लाल- 48 बर्ख।
8. मोजे लाल- 60 बर्ख।
9. बर्वरी- 25 बर्ख।
10. सुग्रीव- 35 बर्ख।
11. हनुमान- 25 बर्ख।

**नारी पात्र-**

1. शबरी- 60 बर्ख।
2. हरेलही- 40 बर्ख।
3. बिसरलीही- 45 बर्ख।

**पहिल दृश्य-**

(मोजेलाल गरदनिमे ढोल, हाथमे लकड़ीक बजौना, नेने आगू-आगू आ भजन लाल पाछू-पाछू।)

मोजे लाल- (डंका जकाँ बजबैत, कनी काल ढोल बजा, बन्न करैत) नगर-नगर, डगर-डगरसँ गाम-गामक, समाज-समाजक भाए-बहिन, काका-काकी, दादा-दादी सभसँ कहै छी, सुनै- जाउ। भजन भाय अहाँ सबहक सोझहामे छथि ओ कहता।

भजन लाल- गाम-समाजक जे भाए-बहिन छी कान खोलि सुनू। जँ नै सुनब आ पछाति कहब जे तेना कान गुजिया गेल जे से सुनबे ने केलौं। से नै हुअए।

मोजे लाल- (पुन: जागब ध्वनिमे ढोल बजा) भजन भाय, अपन विचार कहियौ।

भजन लाल- काल्हि भोरेसँ रत्नाकर भैया ऐठाम पुण्योत्सव छियनि, सएह कहए एलौं अछि। छपुआ कार्डक आशा नै करब।

मोजे लाल- भाय सहाएब, छपुआ कार्ड कि कहलिऐ?

भजन लाल- आब देखै छी जे गामसँ, परिवारसँ एते तक कि बाप-माएसँ करोड़ो योजन दूर छी मुदा बेटा-बेटीक जन्मोत्सव मना हजारो-लाखो कार्ड जतए-ततए बिलहि दइ छिऐ। मुदा...।

मोजे लाल- मुदा कि?

भजन लाल- यएह जे पहिने छँटिआबए पड़त जे कोन कार्ड हकार सदृश अछि आ कोन भारक संग भोजनक अछि। ई तँ नै जे 'जान ने पहचान, हम तोहर मेहमान'।

मोजे लाल- (एक धुन ढोल बजबैत नचबो करैत आ गेबो करैत)

नोत एलै हौ भैया, हकार एलै हौ

बेन डोलबैत बेना एलै, पीपहीक मुस्कान एलै हौ।

फड़-अहिवर फड़ बिलहि बाँटि-बाँटि

ज्ञानी-जोगी, डकैत भैया रत्नाकर हौ।

(दोहरा-तेहरा, ढोलो बजबैत आ गेबो करैत।) असथिर होइत-

भजन भाय, नोत-हकारक ढोलहो छी, तँए दोहरा-तेहरा कऽ कहियौ?

भजन लाल- से की?

मोजे लाल- जहिना सोना भेटनौं आ हरेनौं प्राश्चित करबए पड़ै छै तहिना ने नतो-हकार छी। सरही आमक पीपही नीक-नीक कलमी डारिक जोड़ पाबि नाता जोड़ि सरही-सँ-कलमी बनि जाइत अछि तहिना ने नतो जोड़ल जाइत अछि। ई तँ नै ने जे फुर्सत दुआरे ए.टी.एम.क माध्यमसँ नोत पूड़ि लेब।

भजन लाल- से की?

मोजे लाल- यएह जे कोनो बिआह छै आकि मूड़न आकि कोनो आन छोट-पैघ जज्ञ, जखने काज परिवारसँ ऊपर उठैत अछि तखने ने परिवारसँ उठल सोच-विचारक जरूरत पड़ैत अछि, जौं अहाँकेँ अपनेसँ छुट्टी नै हएत तँ केना पछुआएल लोक अहाँ संग सम्बन्ध बना सकत।

भजन लाल- जहिना तूँ मोजे लाल बिनु खतिआनक मालिक तहिना हम भजना। हरक लागनिसँ लऽ कऽ खौजरा-खौजरी चटकबैत वीणाक ओहन स्वर समुद्रमे पहुँच जाइ छी जे घंटो भरि लाड़नि चलौलो पछाति अन्नक लाबा चमकि-चमकि खापड़िसँ कूदि माटिपर अबैत अछि।

मोजे लाल- भाय सहाएब, अहाँक बात सभ नै बूझत?

भजन लाल- जहिना भाँटा गाछमे लटकि जीवन यात्रा करैत तहिना मुड़ै माटिक तरेमे जीवन यात्रा करैत अछि, तँए ओकर जिनगीक कोनो महत नै? की ओ जीवनदाता नै छी?

मोजे लाल- भाय सहाएब, बूढ़ भेने अहाँ भँसिया जाइ छी?

भजन लाल- से केना?

मोजे लाल- हम तँ गाम-घरसँ शहर बजार धरि ने घुमै छी। जाबे बजार नै बनत ताबे चौकीदार केना फड़त। देखै छिऐ बड़का-बड़का बरिआतीमे इंजन गाड़ीक पतिआनी लगल, तइमे छौड़ा-छौड़ी सभ अपन गाड़ी जोड़ि देत आ भरि राति खा-पी उमैक लइत।

(ढोलक अवाज सुनि गामक मिसर लाल आ रमण लाल अबैत, दुनूकेँ देखिते पाशा बदलैत)

नोत एलै हो भैया, हकार एलै हो....

(मोजे लालकेँ चुप होइते भजन लाल मिसर लाल दिस तकलक। भावात्मक दृश्य। केना मिसर लालक थरथर कँपैत मन किछु बाजए चाहैत, तहिना भजन लालक पियासल पथिकक दृश्य इत्यादि...।)

भजन लाल- (मिसर लालसँ, आँगरी तानि बाँहि उठा) अहाँ किछु बाजए चाहै छी?

मिसर लाल- हँ।

भजन लाल- तखन मुँह किअए चोरौने छी। अपना विचारकेँ काज रूपमे दुनियाँक बीच नै राखब तँ के केकर कि नीक केलकै तइ आशामे अपनाकेँ राखब। मन असथिर कऽ बाजू। ओना अखन उत्सवक समए लगिचाएल अछि तँए नीक हएत जे अहूँ सभ कपड़ा-लत्ता साफ कऽ ली, केश-दाढ़ी, जुत्ता-चप्पल ठीक-ठाक करैमे जते समए लागत तइसँ बेसी समए आब थोड़े अछि।

मिसर लाल- (कँपैत) भाय-सहाएब, उत्सवमे एहेन तँ ने मंच बनत जे श्रीमान्-श्रीमती होइत-होइत बजैक समैये ओरा जाएत तखन तँ जहिना भोजमे सभ दिन धकिआइत-धकिआइत ऐँठार लग पहुँच जाइ छी तहिना।

(बिच्चेमे मोजे लाल डिगरी चालिमे ढोल बजबए लगैए)

भजन लाल- भाय सहाएब, ने अहाँक बात हमरा धऽ लेत आ ने धड़ैक डर होइए मुदा पैघ काजक आगू छोट काजकेँ किछु विलमा देब नीक होइ छै। नइ, जँ अहाँ बड़ धड़फड़ाएल छी तँ चलू रस्ता पकड़ि संगे-संग। काजो चलतै आ भजनो-कीर्तन चलतै।

(तइ बीच रमण लाल मिसर लालकेँ डपटैत बाजल)

रमण लाल- बजैले जे सतमसुआ बच्चा जकाँ पेटमे उधकै छौ से दाबि कऽ राख नै तँ कहि दइ छिऔ।

मिसर लाल- कि कहमे, जे कहैक छौ से भने तेहल्लाक बीच छँहैँ बाज?

रमण लाल- अपन बाप-पुरखाक नाओं बूझल छौ? अपन किछु बुझले ने छौ तँ दस गोरेमे की बजबीही।

मिसर लाल- जखन दुनू गोरे संगे रहै छी तखन तूँ पहिने ने किअए चेता देने छेलेँ?

रमण लाल- तूँ पुछलेँ कहिया?

मिसर लाल- अँइ रौ, बिनु पुछनहि भरि दिन संगे रहै छी। तहूमे जे नजरिपर चढ़बे ने कएल से केना पुछबो।

रमण लाल- अँइ रौ, कि तोरा बूझि पड़ै छौ जे जहिना आरती घुमा लोक भगवानकेँ ठकि भरि राति इजोत मिझा अन्हारेमे रखै छन्हि, हम तेना तोरा केलिऔ।

भजन लाल- देखू, अहाँ सभ अनेरे अनघोल करै छी। कौल्हुका काज कि सभ अछि से मन पाड़ए दिअ।

(सभ जाइत अछि)

**पटाक्षेप।**

**दोसर दृश्य-**

(भजन लाल, मिसर लाल आ रमण लाल आ सुरेश अबैत अछि।)

भजन लाल- भाय, दुनियाँक खेल अजीब छै। जेना समुद्रमे जाइठ-सीमा नै होइ छै तहिना ने अछि। ऐ अथाह माटि-पानि बीच टपैक तीनू बाट तेहेन भऽ गेल जे...?

मिसर लाल- भाय, चुप किअए भेलौं?

रमण लाल- भजन भाय, दिलेरक संग दिलक जखन भेँट होइ छै तखन एकटा नव अएनाक रंग चढ़ै छै। तँए मुँहक बात घोँटी नै, नइ पचए तँ उगलि दिऐ।

भजन लाल- (विस्मित होइत) भाय, एकटा बाट, तेना बनरा गेल जेना गाछ-विरीछमे होइ छै जे कोढ़ियो-बाती देब छोड़ि दैत अछि। दोसर दोगलाइये गेल। तेसर बेटाक रगड़ामे बुढ़ाड़ी धरि वस्त्रधारिये रहला सुखदेव जकाँ आड़वन-कोपीन नै लेलन्हि। खएर, जे होउ...। पहिने बैसैक ओरियान करू।

(मिसर लाल सतरंजी मोटरी खोलि पसारए लगैत, तीनू गोटे तीन कोण पकड़ि बीछा, जाजीम बिछबैत अछि। बिछान तैयार होइते रत्नाकर मंचपर अबैत अछि।

माथमे तीन भीरी केश बान्हल, चानिपर तीन लकीर, दुनू दिस उजड़ा बीचमे लाल। दाढ़ी-मोछ भयंकर। बाँहि गरदनिमे रूद्राक्षक माला, दहिना हाथमे कमंडल, पीढ़ीपर लंगोटामे बान्हल पुरान कमलक मोटरी।

(रत्नाकरक प्रवेश।)

(मंचपर रत्नाकरकेँ अबिते तीन गोटे पाछू-पाछू सेहो नारा लगबैत)

“रत्नाकर भैया,

जिन्दावाद।

रत्नाकर भैया

जिन्दावाद।"

रत्नाकर- (पाछू घुमि) सोझे हल्ला केने आ नारा लगौने नै हएत। चुप-चाप सभ भऽ जाउ। बेरा-बेरी अपन-अपन जिनगीक बात-विचार समाजकेँ सुना दियनु। धर्मराजक न्याय भेटत, नै कि यमराजक।

महेश- भाय सहाएब, अपनेक जीवन यात्रा बहुत नमहर अछि ओते सुनैले ओतेक निचेनियोँ चाही ने, से भूखल पेट कतेकाल सुनि अमल करत। जइ इलाकामे साले-साल रौदी, दाहीक संग उपजाउ माटि नष्ट भऽ गेल अछि तइ इलाकाक यात्री कते दूर जीवन यात्रा कऽ सकैए?

रत्नाकर- कि मतलब?

महेश- भूखे भजन ने होइ गोपाला।

लिअ राखि गुरु कण्ठी माला।

रत्नाकर- महेश, अहाँक प्रश्न जेहने सुन्दर अछि तेहने कठिन। मुदा समुद्रसँ रत्न निकालब आ जंगलसँ सिर-शिरोमणि आनब, दुनू दू दिशा छी।

गणेश- एना नै हएत, कनी ओंगरीपर (ओंगरीपर जेना हिसाब जोड़ल जाइत) हिसाब बैसा कऽ बुझा दिअ।

रत्नाकर- गणेश बाउ, कान खोलि सुनि लिअ। ई धरती विशाल रंगमंच छी। माटि-पानिक बीच रंगमंच सजल अछि। जे जेहेन यात्री छथि ओ ओहेन अपन बाट पकड़ि पाड़ करै छथि।

गणेश- कि मतलब?

रत्नाकर- मतलब यएह जे कियो अपन जिनगी हवन दैत छथि तँ कियो दोसराक हवन लैत अछि। खएर, जे होउ...।

(बिच्चेमे, मिसर लाल अपन बात उठबए चाहलक आकि सुरेश ललकि बाजल)

सुरेश- अनेरे...।

रत्नाकर- तखन पहिने फरिछा लिअ पड़त जे खाइले जीबै छी आकि जीबैले खाइ छी। दान देब नीक आकि लेब नीक। आकि लेब-देब नीक। आकि देब-देब नीक।

गणेश- लेब-देब नीक छी। दुनू नीक छी। कोनो ने नीक ने अधला छी।

भजन लाल- तखन?

गणेश- बेवहारिक धरातलपर जे अधिक नीक हुअए?

भजन लाल- अधिकोक दू दिशा छै?

गणेश- से की?

भजन लाल- अधिक लोकक शाब्दिक विचार आकि अधिक लोकक जिनगीक विचार।

रत्नाकर- भजन जेहने तूँ साँझ भोर राति-दिन लय-धुन बदलि-बदलि एके बातकेँ औँटै-पौड़ै छह तेहने गणेश छथि। भारी देखि हाथी चढ़ब नीक बुझलन्हि, मुदा हाथी केना पोसाइत अछि से लूरिये ने भेलन्हि।

गणेश- (खिसिया कऽ, दहिना हाथ ऊपर घुमबैत) तीन लकीर हम दइ छी, ताधरि हम नै मानब जाधरि ओहन भोगी नै आनि देखा देब।

रत्नाकर- हकार दिअए तोहीं ने भजन गेल छेलह, तँए तोरे ने ओहेन हकरियासँ भेँट भेल हेतह?

भजन लाल- भैया, बुढ़ोमे अहाँ ओहने अगुताह रहि गेलौं जेहने समरथाइमे छेलौं।

रत्नाकर- (मुस्की दैत) हे बुड़िवक, केतबो धड़फड़ा कऽ काज करबह, तँए कि काज पहिने थोड़े भऽ जेतह। काजक जे अपन समए छै ओइ अनुकूल जे करैत अछि, ओ कुशल भेल। मुदा...।

सुरेश- मुदा की?

रत्नाकर- यएह जे जँ धड़फड़ा कऽ करब तैयो आ अलुरिये करब तैयो या तँ आरो गजपटा जाएत वा उबाणि भऽ जाएत।

सुरेश- सु-वाणियोँ तँ भऽ सकै छै किने?

रत्नाकर- संयोगवश, निश्चित नै।

भजन लाल- (धड़फड़ाइत) भैया, अहाँ अनेरे कोन घंघौजमे लगि गेलौं, मोतीबला सितुआ दोसर होइ छै भलहिं नाओं कियो रखि लिअए।

(भाव दृश्य) ने किछु रत्नाकर बजैत, मुदा चेहरा कहैत समुद्रक सितुआ आ बरसाती डबराक सितुआ एक वियान केना करत। एक अजर-अमर बीच जीवन-यापन केनिहार, दोसर तीन मास ढेनुआर तीन मास रखलाहा, मिला छह मास। (भजनलाल हराएल मुद्रामे बड़बड़ाइत)

'मनमे रहितो साँझ-भोर ओहए गबै छी।'

(सबहक मुद्रा अपन-अपन विचारानुकूल। सभसँ भिन्न मिसरलालक। जेना किछु बजैले मुँह लुस-फुस करैत, तहिना।)

(मिसर लालकेँ लुस-फुसाइत देखि सुरेश बजलाह)

सुरेश- मिसर लाल अहाँ किछु बाजए चाहै छी?

मिसर लाल- (दुनू हाथ जोड़ि) हँ, भाय सहाएब। हमरा सन लोकक‍ँ बजैक एहेन समए कहिया भेटत?

गणेश- (बिगड़ि कऽ) मिसर लाल जौं तोरा बजैक छह तँ जल्दी बाजह, अखन धरि चाहो ने भेल अछि। तेलिया-फुलिया लगा-लगा नै बजीहह, घोंच-घाँचमे दू-चारि कड़ी दबि जाइ छै। जइमे अमीन चोर फड़ि जाइ छै।

भजन लाल- माने?

गणेश- माने यएह जे जखन बाँसक सोझका लग्गा छलै, मोट-पातर रहितौ लग्गी लग्गीये छलै तखनो धूर कट्ठा नम्हरे छलै। चास-बास घटने तखन इंच-फीटमे पहुँचल। मुदा नपैक यंत्र तेहेन स्प्रींगदार भऽ गेल जे केमहर कि भऽ जाइ छै जे थाहे ने पबै छी।

रत्नाकर- समैपर धियान रखू। भजन देरी किअए होइ छह?

मिसर लाल- भाय सहाएब, दुनियाँक रीतिक अनुसार दुरागमनक अपनो कर्तव्य बुझलिऐ। तीनियेँ सालमे दूटा बेटी भऽ गेल।

गणेश- अपरेशन किअए ने करा लेलौं, जखन दुइये बच्चाक कोटा छै?

मिसर लाल- भाय सहाएब, सुनै छिऐ समलौंगिक सम्बन्ध। ओइ कटौतीसँ कोटा नै पुरतै?

रत्नाकर- आगू बाजू?

मिसर लाल- भाय सहाएब, मन अपनो दुनू परानीक सएह भेल। देखै छी जे एकटा बेटी-बिआहमे जिनगी भरिक कमाइसँ पारो नै लगै छै, तइठाम दूटाक भार तँ बेसी भेबे कएल।

रत्नाकर- (मुड़ी डोलबैत) हँ से तँ भेल। तखन...।

मिसर लाल- (अठन्नी हँसी हँसैत) दूटा ओही बीच भऽ गेल, जइ बीच फड़िछेबे ने कएल जे दुनूमे के अपरेशन करबी।

भजन लाल- तखन...?

मिसर लाल- ओही झंझटिक समए दूटा आरो भऽ गेल।

भजन लाल- एक गण्डा भेल?

मिसर लाल- गाहीमे एक कमे अछि।

रत्नाकर- पछाति?

मिसर लाल- माइक कानमे अपरेशनक समाचार पहुँचते मधुमाछीक गीत जकाँ गबैत दिन-राति एके सोखर गबैत हमरा मौसीकेँ तेरहटा बेटी रहै से पार-घाट लगबे केलै आ एकरा सभकेँ चारिये टामे ढट्ठा ढील होइ छै।

सुरेश- (मुस्की दैत) से तँ ठीके। पछाति की भेल?

मिसर लाल- तत्काल भाइक बात मानि गेलौं। अपनो दुनू परानी विचारलौं जे जँ कहीं माइयो-बापक असीरवादसँ आगू बेटे बेटा हुअए।

गणेश- (खिसिया कऽ) ईह बूड़ि कहीं कँ, हम एते दिन-राति तबाह रहै छी से धिया-पुता डरे बिआहो ने केलौं आ हिनका मुनहरक मुँह खुजि गेलन्हि।

(गणेशकेँ क्रोधित देखि मिसर लाल ठहाका दैत)

मिसर लाल- (धुनधुना कऽ) बपजेठ जकाँ केहेन गरमी छन्हि। मुदा जोरसँ किछु नै बजलाह।

भजन लाल- मिसर भाय, एना जे तिलकँ तार बनेबह तते समए नै अछि। जल्दीमे अपन बात अन्त करह?

मिसर लाल- हकार दइले जे गेल छेलह से कहने छेलह जे अपन बात धड़फड़ा कऽ बाजि दिहक।

रत्नाकर- देखू विचार दू ढंगे लोक करैए, औपचारिक आ अनौपचारिक। अनौपचारियो औपचारी बनैए मुदा बीचमे शासकीय सूत्र आबि जाइत अछि। अच्छा आगू...।

मिसर लाल- हिसाब जोड़ि लेलिऐ किने। दूटा दुनियाँ रीतिक अनुसार, दूटा दुनू परानीक झगड़ा-मिलान, मिलान-झगड़ामे।

गणेश- जते कुल-खनदानक खतिआन-बही छह से अखने उन्टा दहक। रसगुल्लाक आसामे कचौरियो सुखि कऽ टाँट भऽ गेल हएत।

मिसर लाल- गणेश बाबू, अपने लग नै बाजब तँ बाजि कतए पाएब। कनी धियानसँ सुनि दृष्टि-कूट खोलियौ। तखन ने भाँज पेबै।

भजन लाल- मिसर भाय, तों तते ने मेठनि करै छह जे कुशियारो रसकँ मिसरी बनाइये कऽ छोड़बहक।

मिसर लाल- अच्छा हुनडे भेल। अखन धरि सात बेटी बला सत बेटिया नाओं ग्रहण कऽ नेने छलौं।

रत्नाकर- पछाति?

मिसर लाल- (जेना बिढ़नी कटलापर छटपटाहि होइत) एह भाय सहाएब, की कहब। (दुनू हाथ माथपर लैत) भोरे-भोर एकटा एकरंगा आएल।

भजन लाल- के रहए?

मिसर लाल- कहलक जे घर तँ अही इलाका अछि मुदा कामाख्या सीख छी। हमहूँ एक बेर कामाख्या गेल छी। रूपैया हाथे महरानीक दर्शन होइ छै ओतए।

रत्नाकर- आगू बढ़ू।

मिसर लाल- भाय सहाएब, सबा सए रूपैयाक रसीद काटि हाथमे थमहा देलन्हि। हाथमे एकोटा पाइ नै। बिनु खेवाक यात्री जकाँ घटवार लग विनती केलौं।

गणेश- (झोकमे) कि विनती केलौं?

मिसर लाल- कहलियनि, बाबा महराज, बेटीक मारिसँ मरि गेल छी केना अहाँकेँ खुश कऽ कऽ दरबज्जापरसँ विदा करब।

गणेश- तखन कि भेलह?

मिसर लाल- ओ जेना बूझि गेला। लगले आँखि-ताँखि उनटबैत-पुनटबैत कहलन्हि। जते तोरा बेटी छह तते तोरा एक्केबेर बेटा देबह, बाजह मंजूर छह?

गणेश- पछाति कि केलह?

मिसर लाल- मन पघिल कऽ राँग-राँग भऽ गेल। मुदा घरवाली धरि कहि देलक जे ई ठकहरबा छी।

गणेश- पछाति कि भेलह?

मिसर लाल- जे तकदीरमे लिखि देने छेलिऐ, से भेल।

गणेश- हमहीं लिखि देने छेलियह।

मिसर लाल- सभ दिन भागवत बचै छी अहाँ आ नाओं लगेबे दोसरकेँ।

भजन लाल- उत्सव शुरू होइक समए करीब आबि गेल। जाबे तैयार हएब ताबे समैओ आबि जाएत।

**पटाक्षेप।**

**तेसर दृश्य**

(मंच। सतरंजी-जाजीमक ऊपर मसलन। रत्नाकर, भजन लाल, मोजे लाल, मिसर लाल, रमण लाल, गणेश, सुरेश, सभ बैस उत्सवक चर्च करैक विचार करिते रहथि आकि बर्वरीक प्रवेश।)

बर्वरी- (मंचपर ठाढ़ भऽ) भाय-लोकनि, ई बात बिल्कुल झूठ छी जे जइपर बिसवास करब से फल भेटबे करत?

(बीचमे गणेश ठाढ़ भऽ)

गणेश- (खिसिया कऽ) ईह, बूड़ि कहीं कऽ, हिनका कतौ खच्चरपन्नीक गर नै लगलन्हि तँ हहाएल-फुहाएल एतै चल एलथि।

बर्वरी- हाथीक बगए बना लेलह तँ की बूझि पड़ै छह जे हम बड़ बुतगर छी। तोहँए ने ओइ दिनसँ मंचपर कहैत एलह जे जेकरा मनमे जेहेन बिसवास रहत ओ ओहन फल खाएत। बड़ मने-मन फल खेन्हिार भेला अछि! बूड़ि कहीं कऽ!!

गणेश- मुँह समेटि कऽ बाजह जे कहलिऐ से कहिते रहबै। से तहियो कहलिऐ आ अखनो कहै छिऐ।

बर्वरी- पहिने एकटा बात कहि दाए जे केकरो हाइ-ब्लडप्रेसर होइ छै आ केकरो लो-ब्लडप्रेसर होइ छै, दुनूक एक्के कारण हेतै। तोरे सनक पट्टा पेटबला ने एक्के कहतै।

गणेश- (शर्टक बहुँआँ समटैत) तखन फरिछाइये लैह।

(भजन लाल गणेशकेँ पकड़ि बैसौलक। मुदा बर्वरी बड़बड़ाइत रहल..)

बर्वरी- जेकरा बीत-बीत भरिक हाथ-पएर छै आ पट्टा सन पेट आ हाथी सन मुँह रखने अछि, से केना भऽ गेलै आ अपन पेट काटि...।

भजन लाल- (बर्वरीक दुनू हाथ पकड़ैत) विधिवत उत्सवक श्रीगणेश हुअ दहक।

रत्नाकर- आश्वासन दहुन?

भजन लाल- विधिवत उद्घाटनक पछाति पहिल वक्ता अहाँ हएब।

बर्वरी- (विस्मित होइत) जइ बातक बिसवास पुस-पुसतान्हिसँ करैत एलौं, अखन धरि कहाँ भेल!

(ललकि कऽ) आइ हम ओइ भविष्यवक्ता लोकनिसँ पुछै छियनि, किअए ने भेल?

रत्नाकर- (हाथक इशारा दैत) हमरा लग आउ। कियो ने सुनताह तँ हम सुनब। जोरसँ बाजऽ अबैए किने?

(रत्नाकरक बात सुनि बर्वरी सहमि गेल।)

बर्वरी- जोरसँ बाजब धिया-पुताक खेल छी।

(तइ बीच, एक गोटे गिलासमे पानि, एक गोटे लड्डू नेने गणेशक आगू पहुँच गेल।)

गणेश- (खिसिया कऽ) ऐ पानि आ लड्डूसँ थोड़े मन थीर हएत। तेहेन छुछुनरि ने बाट कटलक जे...।

बर्वरी- ईह, बूड़ि कहीं कऽ, गोलका लड्डू देखि-देखि सनकी केहेन चढ़ल जाइ छन्हि।

(कार्यक्रमक प्रारंम्भ। अध्यक्षक प्रस्ताव। बहुसंख्यक समर्थक।)

अध्यक्ष- स-बन्धु बान्धब, छिड़िआएल दुनियाँ एक मंच छी। जे कियो ऐ धरतीपर जन्म लेलौं, सबहक अधिकार बनैत अछि जे ऐ मंचपर सबमानित कलाकार बनि अपन अधिकारक रक्छाक संग शान्त भऽ शान्तिसँ शक्ति भरि दोसरोक जिनगीकेँ तकतियान करबै? तइले वक्ताक बजला पछाति प्रश्नो ने पुछब उचित हएत।

बर्वरी- नै अध्यक्ष महोदय, अखन धरिक मंचक मंचन जे ऐ तरहेँ होइत आएल अछि जे श्रीमान्, श्रीमती करैत-करैत कार्यक्रमक समैये समाप्त भऽ जाइए, तँए...।

गणेश- (बैसले-बैसल ओंगरी देखबैत) बीचमे कतएसँ एहेन अकलहूथ चल आएल हौ?

बर्वरी- (दोसर दिस घूमि कऽ) हाथीक कपार हिनकर आ अकलहूथ हम। बड़का डारि खाइबला मुँह हिनकर आ अकलहूथ हम। बूड़ि कहीं कऽ, पहिने अपन बात बाजह जे कोन गामक छह।

दुनू हाथसँ दुनू गोटेकेँ शान्त करैत अध्यक्ष-

अध्यक्ष- रत्नाकर भैयाक विचार छन्हि जे गामक तेहेन दशा भऽ गेल अछि जे एको दिन चैनसँ रहब कठिन भऽ गेल अछि, तँए एहेन गाममे नहियेँ रहब नीक।

महेश- महजालक गीरह बनौने काज नै चलत। कनी सोझरा कऽ कहियौ।

भजन लाल- भाय, सोझराएले तँ अछि जे जेकरा महजालक कोन खोलैक लूरि भऽ जेतै ओ सौंसे महजाल खोलि लेत।

बर्वरी- कार्यक्रम शुरू होइसँ पहिने आश्वासन भेटल छल जे पहिल वक्ता अहाँ हएब। तइ बीच अहाँ सभ ओझरी लगा समए ससारए चाहै छी, से नै चलत।

गणेश- बजाओल आएल छह आकि बिनु बजाओल हौ?

बर्वरी- से तोरा पुछैक कोन दरकार छह। हकरियाकेँ पुछहक जे केना आएल छी।

गणेश- (माथपर हाथ मारैत) जेकरा जे मन फूडै छै से करैए। आब बुझथुन जे सहरगंजा केहेन होइए। रहड़िया जकाँ दालिक बीच राहरि बग-बग करैए किने।

अध्यक्ष- अहूँ बड़ रगड़ी छी गणेश। जानियेँ कऽ तँ बुझै छी जे बर्वरी बोनैया जकाँ गमैया लोक छिया, एते तँ विचार करए पड़त किने?

मिसर लाल- अनौपचारिक ढंगे हमर सबाल पेश भऽ गेल तँए पहिने ओकर निर्णए भऽ जाए तखन दोसरपर विचार कएल जाए।

अध्यक्ष- पहिल आश्वासन मिसर लालक छन्हि। एकर लगले पछाति बर्वरी अहाँकेँ समए भेटत।

महेश- मिसर भाय, एकटा बात नै बूझि पेलौँ जे बेटी एते भारी बनि केना गेल जे परिवारे सभ उजड़ैए?

सुरेश- एकटा बात कहू जे गाममे सभसँ पहिने बिआह पद्धतिपर कुड़हरि के मारलन्हि!

मिसर लाल- (ओंगरीपर हिसाब जोड़ैत) ओइ टोलमे फल्लाँ एक लाख बेटा बिआहमे लेलक आ फल्लाँ दू लाख आ फल्लाँ पनरह लाख आ फल्लाँ पचास लाख, दू करोड़क गप तँ महिना दिन पहिने फल्लाँ केलक।

बर्वरी- मिसर लाल भायक प्रश्न समसामयिक छन्हि, जरूर पहिने विचार हेबाक चाही।

महेश- बाउ, बर्वरी, बालु परक अल्हुआ खेती नै बुझू। हँ, तखन विचारणीय प्रश्न जरूर अछि।

बर्वरी- आजुक दिन जे विचार नै हएत तँ कहिया भेलै जे फेर हेतै।

महेश- (रत्नाकर दिस इशारा करैत) भाय सहाएब, जखन अपने मौजूद छथि, अध्यक्षजी आगूमे छथि, तइठाम पहिल निर्णयक हम केना हएब। सामूहिक निर्णए हेतै। बेसी-सँ-बेसी, खण्डन-मण्डनमे अपन विचार राखि सकै छी।

अध्यक्ष- मिसर भाय, अहाँक प्रश्नपर किछु आरो विचारक खगता रहि गेल अछि, से भेला पछाति जबाव भेटत।

बर्वरी- अध्यक्षजी, पछिला बैसारमे हम नै रही, हमरा किछु ने बूझल अछि, हम केना अपन विचार राखब।

अध्यक्ष- बर्वरी, संक्षेपमे पछिला सुना देल जाएत।

बर्वरी- जे बिन्दु विचार करैले रहि गेल, बिनु बुझने तइ सम्बन्धमे कथी सोचब। हरबड़ी बिआह कनपटी सिनूर हएत, जहियासँ शुरू भेल, तहियेसँ लोक रस्ते-पेरे घटकैती करए लगल।

अध्यक्ष- विचारणीय प्रश्न अछि, जइ समाजमे कर्म-धर्म रूपमे छल, ओइ समाजमे कर्मक स्थान धन केना लऽ लेलक। प्रतिष्ठा प्राप्त करबाक जे कसौटी छल, तइठाम बिआहमे दहेजक आगमन केना प्रतिष्ठा बनि स्थापित भेल।

बर्वरी- एकटा प्रश्न हमरो अछि?

गणेश- जेकरा जे मन फुड़तै से बाजि देत, दरबारक बैसककेँ रण्डीखाना बना देत?

बर्बरी- (बौहुँआँ समटैत) हौ गणेश, जइ धरतीपर प्रकृति पुरुष-नारीक संयोग सथापित कऽ सृष्टिक दिशा पौलन्हि, तइ संग छेड़-छाड़ कतए सँ शुरू भेल?

भजन लाल- देखू अनेरे अहाँ दुनू गोरे बखेरा ठाढ़ करै छी, एके भगवान भूखल-पेट आ भरल पेटमे बँटाएल छथि। गणेशजी केँ ईहो नै पता छन्हि जे थारी-थारी मोती-चूरक गोलका लड्डू, तहूमे आब मनही सेहो बनए लागल अछि से तँ राता-राती सठि जाइ छन्हि जे प्रात भने टटके चाही।

अध्यक्ष- एना जे इनारेमे भाँग घोड़ि देबे भजन भाय, तखन तँ भेल।

भजन लाल- भाय, अपने अध्यक्ष छिऐ, हम तँए छगुन्तामे पड़ल छी जे अखन तक ईहो नै बूझि पेलौं जे के सुतले सूतल सूर-ताल मिला भजैए आ के बोनैया नढ़िया जकाँ बोनेमे भजैए।

अध्यक्ष- सभ प्रश्न विचारणीय अछि। बैसारकेँ ताधरि बढाओल जाएत जाधरि सबहक विचार नै हेतै। चाह-पानक समए भऽ गेल। रत्नाकर भाय, अगिला सत्रक आवाहन करताह।

रत्नाकर- जहिना माटि-पानि मिलि ई दुनियाँ ठाढ़ केने अछि, देखते छिऐ कतौ माटि बेसी तँ केतौ पानि बेसी। मुदा तइ संग ईहो अछि जे माटिक सतहे-सतह सेहो पानि मिलल अछि आ कतौ पानिक समुद्रकेँ अपना छातीपर रखने सेहो अछि।

बर्वरी- भाय सहाएब, केना-केना परत बनल छै से कनी फरिछा दिऔ नै तँ देव बनत कि पाथर आकि पाथरेक देब, ई कठिन भऽ जाएत।

रत्नाकर- अहाँ अपन प्रस्ताव दिऔ?

बर्वरी- जहिया बेटा भेल रहए तहिया तते खुशी भेल जे दशरथे जकाँ हुअ लगल जे सभ किछु बाँटि दिऐ। मुदा...।

गणेश- एना घोंच-घोंचा लगा बाजब, तँ हम उठि कऽ चलि जाएब।

बर्वरी- कतए जाएब औतै ने महाभारतक सौवा श्लोकपर? ओतए तक रबाड़ि कऽ जाएब। हँ भाय-सहाएब, कहै छलौं, ओही घुमशाहीमे एकटा पंडा एला। बच्चोक हाथ देखलन्हि आ अपनो दुनू परानीक।

सुरेश- कनी असथिरसँ बाजू जे कि कहलन्हि ओ पंडा?

बर्वरी- (विह्वल होइत) ओ तँ मनेमे सड़ैए। जइ बेटाक खातिर एतै केलौं, कतए गेल ओ सेवा? भाय सहाएब कते कहब। जइ बेटा पाछू पमरिया, हिजरा, बकुनियाँ..., कि-कि ने नचेलौं, कते कबुला-पाती आ कि-कि ने केलौं...।

(बजैत-बजैत कानए लगैत) आइ ओ अबंड, महा अबंड, दिन-राति शिखर-पान, ताड़ी-दारू कि-कि ने खाइए आ करैए। हमर बुढ़ाड़ी केना कटत?

रत्नाकर- अखन खाइ-पीबैक समए भऽ गेल। काल्हि रहलै काल्हि आरो बेसी गप-सप हेतै।

**पटाक्षेप।**

**चारिम दृश्य-**

(बैरक डरिसँ सजल। वन सदृश मंच। शबरीक घर। मुसहरनीक बगएमे शबरी।

बाढ़निसँ आंगन बहारि, बाढ़नि राखि एकटा बर्तनसँ चाउर निकालि सूपमे लऽ शबरी आँकर बीछैत।)

शबरी- केहेन जुग-जमाना आबि गेल, एक तँ महगक चाउर कीन कऽ लाउ, तइमे तते उजड़ा पत्थरबला आँकर रहै छै जे एको कौर घोटब पहाड़ भऽ जाइ छै।

(गणेश आ भजन लालक प्रवेश। एक भाग शबरी अपना आंगनमे सूपक चाउरमे आँकर बीछैत। दोसर दिस गणेश-भजनलाल)

गणेश- भजन भाय, अहीं कहू जे बड़बड़िया जे लप-लप बजै छलए से उचित भेल?

भजन लाल- गणेश भाय, की उचित आ की अनुचित! से ऐ दुनियाँमे ताकब कठिन अछि। तँए अनेरे अहूँ किअए मत्थापचीमे लागल छी, जखन-जहिया जे भेल ओ तँ भूतक गर्भमे चलि गेल, तइले अनेरे...।

गणेश- नै भजन भाय, आदमीकेँ अपनो सीमा-सड़हद, आड़ि-धूरक होश रहबाक चाही, जँ से नै भेल तखन ओ मनुक्ख केना भेल।

भजन लाल- गणेश भाय, कि करबै, जँ कियो अपना महींसकेँ कुरहैरियेसँ नाथत तेकर सुख-दुख तेकरे हेतै ने। तइले अनका कि?

गणेश- कहलौं तँ बड़ सनगर बात मुदा जँ मनुष्य सएह बूझि दोसरसँ सम्बन्ध हटबए लगत तखन दुनियाँमे रहिये कथी जाएत।

भजन लाल- गणेश भाय, जहिना पोखरि-धार, समुद्र पानिक भंडार छी मुदा ओहूमे कि सगतरि एके रंग पानि रहै छै। तहिना ने मनुक्खोक बीच छै।

(तइ बीच बर्वरीक प्रवेश। बर्वरीकेँ देखिते गणेश बजैए)

गणेश- भजन भाय, जाधरि ई दुनियाँ रहत ताधरि अपना सबहक सम्बन्ध अहिना बनले रहत। देखते तँ छिऐ जे एक्के भगवानक हजार नाओं अछि। जेकरा जे मन फुड़ै छै से कहै छै। तइले भगवानकेँ कि बिगड़लन्हि।

बर्वरी- गणेश बाबू, अपन बात बूझल अछि जे अनका कहै छिऐ?

भजन लाल- बर्वरी, जँ तात्विक दृष्टिसँ गप-सप्प करी तँ यएह धरती स्वर्गोसँ ऊपर उठि सतलोक, वैकुण्ठ, सूर-लोक बनि सकैए आ ओहनो बनि सकैए जे नर्क, धोर नर्क, वेश्यालय इत्यादि सेहो बनि जाइत अछि। तँए...।

गणेश- बर्वरी, सुनू अहाँसँ कोनो देहा-देही दुश्मनी नै अछि। मुदा भविष्यक लेल नीक हएत, जे पछिला सभ किछु जानि, आड़ि बान्हि भविष्य दिस संगे-संग चली।

भजन लाल- तखन, पछिला फरिच्छोट कइये लिअ। मुदा फरिच्छोट हएत केना गणेश भाय। अहीं कहू जे सोरहा बिआन करैबला मूस केना हाथी सनक देहक सवारी भेल। तालमेल केना बैसाएब।

बर्वरी- अहाँ तँ भजन भाय अनेरे बौआइ छी। हिनका पुछियनु जे कतौ अहाँकेँ महादेवक बेटा लोक बुझैए आ कतौ अहाँक पूजा महादेव पार्वतीक बिआहमे होइए।

भजन लाल- बर्वरी भाय, गणेश भाइक कान हाथीक कान छियनि, बड़का कोठामे जहिना कनियाँ जोरसँ बजलापर गनगना उठै छै तहिना कानमे झड़ पड़ए लगै छन्हि। तँए जे किछु बजैक हुअए कम जोरसँ बाजू।

गणेश- अच्छा छोड़ि दइ छिऐ। एक तँ गमैआ लोक भेल दोसर कहुना भेल तँ बाले-बोध भेल किने।

बर्वरी- गणेश भाय, जे किछु जोरसँ बजलौं ओ आवेशमे बजा गेल। अहाँ सन आवेशीकेँ जँ आवेश नै करी तँ केकर करी।

भजन लाल- (ओंगरीसँ देखबैत) गणेश भाय, ई बोन कथीक छिऐ?

गणेश- बोन तँ बोन छिऐ। तइमे तोहर की कहब छह?

भजन लाल- बैरक बोन छिऐ। लगसँ देखलापर बूझि पड़त जे एकरा तोड़ैमे कते भीर होइ छै। तहूमे नमहर गाछमे।

गणेश- बर्वरी बाउ, सुनू। पहिने ई कहू जे बेलक कते गाछ लगौने छी।

बर्वरी- (मजबुरीक अवस्थामे) भाय-सहाएब, अपना गाछी-बिरछी लगाएब से जगहो रहए तब ने।

भजन लाल- गणेश भाय, सवाल बहकि गेल फलपर-सँ-माटिपर चलि एलौं। पहिने फलक बात फड़िछा लिअ तखन आगू बढ़ब।

गणेश- भजन भाय, मिथिलांचलक हस्त रेखा बेलक संग मेटाएल जा रहल अछि।

बर्वरी- अहाँकेँ एते दया किअए लगैए, बेलपाते ने जाएत फूल-अच्छत तँ रहबे करत?

गणेश- नीक सुझाओ देलौं बर्वरी। बेल सन फलक महात्म्य गबै-बजबैले ने अखबारबलाकेँ समै छै आ ने रेडियो स्टेशनकेँ। वैज्ञानिक लोकनि सहजे वैज्ञानिके छथि, रौकेटसँ निच्चा देखबे ने करै छथि। जे बेल, दुनियाँक उच्च कोटिक फलमे अग्रिम स्थान रखनिहार छी, ओकर कि स्थिति अछि...।

(बजैत-बजैत गणेश आँखि मूनि लेलन्हि।)

बर्वरी- गणेशजी, अलिसा रहला अछि। कतौ ठौर घड़ू।

(चारो दिस, दुनू गोरे -बर्वरीओ आ भजन लालो- तकैत)

भजन लाल- गणेश भाय, एकटा खोपड़ी आगू देखै छी, चलू ओहीठाम आरामो करब आ गपो-सप्प हेतै।

(तीनू आगू बढ़ैत...)

भजन लाल- मायराम, हम सब किछु समए विश्राम करब। तइले जगह भेटितए?

शबरी- (विस्मित होइत) अहाँ सभ के छी, कतऽसँ एलौं।

गणेश- अभ्यागत छी, गाम-ठेकानक कोन जरूरत अछि।

शबरी- अभियागती नै धाड़ैए।

गणेश- किअए?

शबरी- सैह नै बूझि पाबि रहल छी।

गणेश- हाथ बढ़ाउ, हस्त रेखा देखए दिअ।

शबरी- जारन काटैमे टेंगारीक बेंट सभटा हस्त रेखा चाटि गेल तखन कि देखबै।

गणेश- मुहेँसँ कहू?

शबरी- हमर पानि छुबाएल अछि, हमर सिद्ध अन्न छुबाएल अछि, हमर-घर-आंगन छुबाएल अछि। छुबाएल अछि इनार-पोखरि आ चापाकल।

गणेश- ठहरू, अपन इनार-पोखरि छुबाएल अछि आकि छुबाएल अछि समाजक इनार-पोखरि।

शबरी- सभटा छुबाएल अछि। अपन छुबाएल अछि एना जे आन-आन पानि नै पीबै छथि, समाजक छुबाएल अछि एना जे या तँ घाट फुटा देल गेल अछि वा आगू-पाछूक प्रक्रिया अछि।

गणेश- भजन भाय, अहाँ गुबदी मारि घी पीबए चाहै छी। हमर छाती छिड़िआएल जाइए आ अहाँ अनठौने छी।

भजन भाय- सभ तँ सुनिते छी, तखन अपनेकेँ शंका किअए भेल?

गणेश- एकटा बातक विचार दिअ तँ...।

भजन लाल- कथी?

गणेश- जइठाम अन्ने-पानि छुबा जेतै, तइठाम अतिथि सेवा लोक केना करत? जँ अतिथे सेवा नै करत तँ मिथिलाक धरोहर की छी?

भजन लाल- गणेश भाय, अहूँ बड़ औगताह छी, लगले खिसिया जाइ छिऐ। अहिना अहाँ व्यासजीकेँ कहने रहियनि जे जखने अहाँक मुँह बन्न हएत तखने कलम रखि चलि जाएब।

गणेश- ऐमे हमर गल्ती कि भेल?

भजन लाल- जहिना सभ अपन गल्तीकेँ चलाकी कहै छै तहिना अहूँ कहै छिऐ।

गणेश- से कि यौ?

भजन लाल- जँ अहाँ अधडरेड़ेपर लिखब छोड़ि चलि जैतिऐ तखन महाभारत केना लिखाइत?

गणेश- उपाए?

भजन लाल- अइले हमरा दुखे ने होइए आ अहाँ किअए चिन्ता करै छी।

गणेश- केना चिन्ता मेटाएत?

भजन लाल- दूटा प्रश्नक जबाव हम देब। बर्वरी अहूँ सभ बात सुनलिऐ। पहिने अहाँ अपन विचार दिअ।

बर्वरी- पूर्वाग्रहसँ हम ग्रसित छी। गणेश देवता छथि हिनका लग केना कोन बातकेँ घटी-बढी हएत।

भजन लाल- गणेश भाय, अहाँ नाशी पुरुष नै छी जे नाश हएब मुदा आध्यात्मिक चिन्तनक जे बानर-बाट अछि तइसँ चिन्तित भऽ जाइ छी।

गणेश- कहलौं तँ बेस बात, मुदा...।

भजन लाल- मुदा-तुदा किछु नै। हमरा एहेन दशा लोक करैए जे गुड़क मारि धोकरे जनै छी। बरहमासा कहि छमासा बना दइए, परातीकेँ साँझ आ साँझकेँ पराती बना दइए तइले दुखे ने होइए आ अहाँ एतबेमे हदिआइ छी। ऊपर मुड़िये अछि आ निच्चाँ पेटे, तँ छाती रहत कतऽ सँ।

(रत्नाकरक प्रवेश)

रत्नाकर अबिते शबरीपर नजरि देलन्हि। जहिना शिकारी अपन शिकार देखि नजरि दैत अछि। अजगर साँपक आँखिपर पड़िते जहिना आकर्षित भऽ जाइत तहिना सबरीक नजरि।)

रत्नाकर- (बड़बड़ाइत-हाथक इशारा, जहिना तीर चलैत) ई शबरी, कुरुपक रानी, बंधन मुक्त शबरी...।

शबरी- (हाथ थड़थराइत, ओंगरी उठा रत्नाकर दिस देखबैत) रामक रत्नाकर..., रामक रत्नाकर..., अयोधिया...., दशरथ...., दशरथ...., सरजुग नदी.....!!

(धीरे-धीरे दुनूक डेग आगू बढ़ैत एकठाम होइते पटाक्षेप।)

**पटाक्षेप।**

**पाँचम दृश्य-**

(मच। बड़का भायक आगूमे। छोटका तीनटा पाछू। एक रत्नाकरक आगू, दोसर गणेश आ तेसर भजन लालक आगू। रत्नाकर बीचमे, बामा भाग- भजन लाल, बर्वरी, मिसर लाल, मोजे लाल, दहिना भाग गणेश, महेश आ सुरेश।)

अध्यक्ष- उत्सवक अंतिम पहरमे पहुँच गेल छी। रातिक अंत दिनक शुरूआतक समए उदीयमान अछि। आइ अंतिम दिनक अंतिम बैसार छी। ऐमे तीन बिन्दुपर विचार-विमर्शक संग समापन हएत। सभसँ पहिने मान्यवर रत्नाकर भायसँ आग्रह जे बैसारक सम्बन्धमे अपन विचार राखथि। आगूक सुझाउ सेहो रखताह।

(सभ थोपड़ी बजबैत अछि)

बर्वरी- गणेश भाय, आब कहू मन केहेन लगैए?

अध्यक्ष- बड़ड बूड़ि लेकिन अहूँ छी बर्वरी।

बर्वरी- से केना?

अध्यक्ष- एक तँ अहूँ बूड़ि छी, तइपर अपना लागल हमरो बनबए चाहै छी। आबो चुप रहू।

बर्वरी- अँइ यौ अध्यक्ष भाय, बच्चेसँ सभ थोपड़ी बजा भजन करैत आएल छी, ततबे नै गुरुओजी विद्यालयमे हाथमे माटिक ढेप लऽ लिखनाइयो सिखौलन्हि आ जोर-जोरसँ पढ़नाइयो। ओ अभ्यास अखनो धरि अछिये, तइमे बूड़िपन कि भेल?

भजन लाल- एक तँ हम अपने बूड़ी छी जे सुखेलहाक माने नै बूझि सभकेँ बड़-बढ़िया कहि दइ छिऐ, तइपर तहूँ कम नहियेँ छह। किअए गणेश भायकेँ टोकै छुहुन। अखन मंचपर सभ छथिये।

गणेश- बड़बड़िया आम जकाँ हवा सिहकिते भरभरा जाइए, (बहुँआ समटैत) तँए आइ ओकरा मरदसँ भेँट हेतै।

अध्यक्ष- गणेशजी, अपने सभ गणक ईष छिऐ। बर्वरीक मुँह बन्न कऽ दिऔ। अपन गुर-चाउर खाइत रहत, अपना सभ बैसारक कार्यक्रम दिस बढ़ब।

गणेश- बौआ बर्वरी, तों किअए एना बजै छह, से हमहूँ बुझै छी। एक दिस पावनिक उपासक फलहार अल्हुआ-सुथनीसँ होइत अछि तँ दोसर दिस सेव-अंगूरसँ। तों जे कहै छह से तँ लोक हमरा अपने नाचक लेबड़ा बना नचबैए।

बर्वरी- (दुनू हाथ जोड़ि कऽ) भाय, कहल-सुनल सभ माफ कऽ दिअ।

गणेश- अबैत-जाइत रहिहह। हमर घर कि कतौ हराएल अछि। मूसोकेँ कहबहक तँ पहुँचा देतह।

बर्वरी- केना बुझबै जे राजक मूस छी आकि मुसरी-टुसरी वंशक झरहा?

रत्नाकर- बर्वरी, ई अखण्ड विचारक मंच छी। तेकरा मर्यादित करू।

अध्यक्ष- हाथमे तँ मैक भाय सहाएबकेँ छन्हियेँ...।

रत्नाकर- अखन धरिक विचार-विमर्शसँ सूर्य वंशीय हरिश्चन्द्रक वंशक बदलाव दशरथ लग आबि गेलन्हि...।

(तइ बीच एक भाग सुग्रीव आ हनुमान, दोसर दिस हरेलही आ बिसरलीही महिलाक प्रवेश। नव लोकक प्रवेशसँ रत्नाकर चुप भऽ गेलाह।)

सुग्रीव- हमर किछु अर्ज अछि।

रत्नाकर- ताबे हम बैसै छी, हिनकर अर्जीपर विचार करिअनु। आइ समापन छी तँए समापनक अंतिमो समए धरि जँ कोनो अर्ज पहुँचैए तँ ओकर अपन अधिकार बनै छै।

अध्यक्ष- गणेशजी आ भजन लाल, दुनू गोटे अपनामे विचारि लिअ जे काजक संचालन केना करब?

बर्वरी- भाय, हमरा मनक खुट-खुट्टी ताबे धरि नै मेटाएत जाबे अपना लेल हम उत्सवक महत नै बूझब।

भजन लाल- बर्वरी, तहूँ बड़ फुलौड़ी-तिलौड़ी जकाँ चिरौड़ी करै छैं- बड़बड़िया। बाज जल्दी।

बर्वरी- भाय, अहाँ बिगड़ि जाइ छी। खुटखुट्टी अछि जे हरिश्चन्द्र सभ किछु दान कऽ देलखिन। केकरा लेल?

भजन लाल- अध्यक्षजी, बर्वरीक प्रश्नपर आगू विचार हएत।

अध्यक्ष- आगत लोकनि, चाह-पान भेलै। आब अपने लोकनिक आगमनपर विचार कएल जाएत। क्रमश: अपन-अपन दुखरा रक्खू।

सुग्रीव- बजलोरी हमर पत्नी कब्जा कऽ लेल गेल छथि...।

गणेश- विचारणीय प्रश्न अछि।

बर्वरी- बिना सुनने केना बुझबै जे विचारबै। अहाँकेँ हाथी सन कान अछि किम्हरो-ने-किम्हरोसँ सुनियेँ जेबै मुदा हमरा सन-सन गुजिएलहा कानमे फड़ केना लगतै।

भजन लाल- गणेश भाय, अहूँ जेहने झगड़ी छी तेहने रगड़ी। रिधि-सिधि लिखैक अधिकार अछि अहाँकेँ आ छुच्छे मुहेँ बाजि दिऐ हम सभ।

गणेश- सुग्रीवक प्रश्न छन्हि पत्नीक हरण। मुदा हरण आकि हराएल ई तँ बीचमे अछिये। से केना बुझबै? पछाति बुझैत रहबै। जेहेन खगता बुझौनिहारकेँ हेतनि तेहेन काज हेतनि।

भजन लाल- ठीके गणेश भाय, अहूँ मोका-मोकी नै बुझै छिऐ, अनेरे सोरैहिया सवारी बना नेने छी।

गणेश- भजन भाय, कतौ किछु होउ, अपना सबहक संग-साथ थोड़े छुटत।

भजन लाल- जाबे अहाँ रहब, हमरा भजै पड़त। संगी तँ रहबे करब।

गणेश- देखियौ भजन भाय, गणना कहै छै धन, जन, मन नै जानि कते रंगक बनल छै। आब कोन बलजोरी भेल से बिना गणना केने हेतै।

अध्यक्ष- बड़बढ़िया, अगिला बैसार धरि ऐ प्रश्नकेँ विचारणीय राखल जाइत अछि।

गणेश- अँए हौ हनुमान, तहूँ सुग्रीवे संग छेलहुन?

बर्वरी- गणेश भाय-सहाएब, अपने कने चुप रहियौ। पहिने एकटा प्रश्न पुछए दिअ।

भजन लाल- जल्दी बाजब बर्वरी भाय, आकि अहूँ पहिने मुँहमे औँट-पौड़ करै छी। तैयार भइये कऽ तप्पत भोजन कराएब।

बर्वरी- बच्चेमे सूर्यकेँ गीर गेलखिन, से भेलन्हि मुदा विपतिक काल सुझलन्हि ने केलन्हि। अनके भरोसे डारि कऽ बनरा-बनरा बाँझ-बाँझिन बनौलखिन।

अध्यक्ष- दोसर प्रस्तावपर विचार कएल जाए?

हरेलही- हम दुनू सहोदरे बहिन छी। बच्चेमे हरा गेलौं। संजोगसँ भेँट भेल...।

गणेश- एते लट-पटा कऽ गीरह बान्हब से पार लागत, जल्दी किअए ने केबाड़ खोलै छी।

बिसरलिही- अहींकेँ गणेशजी हम पंच मानै छी, अहीं कहू जे ई कहैए सहोदरे बहिन छिऔ, से मुँह-कान मिलैए।

भजन लाल- गणेश भाय, कनी चश्मा लगा लेब।

रत्नाकर- रोग-बियाधिसँ धरती आक्रान्त अछि। सभ आक्रान्त अछि। यएह आक्रान्त अंधकार छी। अही लेल प्रकाश चाही। मुदा...।

बर्वरी- मुदा की?

रत्नाकर- देखियौ, अपना ऐठाम जे पावनि-तिहार होइत आबि रहल अछि, ओकर मूल तत्वकेँ तेना ने ओझरा देने अछि जे पार पएब कठिन भऽ गेल अछि। एकटा उदाहरण-

बर्वरी- (बिच्चेमे) भाय, कनी सोझरा कऽ कहबै।

रत्नाकर- साले-साल निश्चित मास, निश्चित तिथिकेँ पावनि अबैत अछि। गुण-अवगुण-गुणवेत्ता गुणता मुदा कि एकरा नकारल जा सकैए जे पछिला सालक जिनगीक नापक नवीकरणक रूपमे सेहो भऽ रहल अछि। अपन समर्पण अहाँक नजरि। अध्यक्षजी...।

अध्यक्ष- हँ, हँ, भाय सहाएब...।

रत्नाकर-   समापनक जेहन वातावरण रहक चाही से नै रहल। रंग-बिरंगक नव-नव समस्या आबि गेल अछि।

अध्यक्ष-   एक घंटा लेल बैसार उसारि दइ छी।

**पटाक्षेप।**

**छठम दृश्य-**

(बैसार शुरू होइत)

रत्नाकर- बैसारक महमही कहैत अछि जे जेना वसंत हुअए। किअए लोक जुआनी जिन्गी चाहैए, बुढ़ाड़ी कियो पसन्द किअए नै करैए। अजीव तँ ई अछि जे बूढ़ सम्मानित शब्द छी, मुदा ओल जकाँ लगै किअए छै।

बर्वरी- भाय सहाएब, भाय सहाएब, (ओंगरीक इशारा करैत)..।

अध्यक्ष- बर्वरी, जहिना जीवन धार छी तहिना सभ कथूक धार सेहो बहै छै। एके धार पहाड़सँ निकलि समुद्र पहुँचैत-पहुँचैत गामे-गाम नाओं बदलैत पहुँचैए।

रत्नाकर- समाजक प्रवुद्ध लोकनिक बैसार छी। तँए अपन पछिलाक नीक-बेजाए देखैत आगूक लेल संकल्पित होइ।

अध्यक्ष- गणेश भाय, पहिने अपनहि अपन विचार दिऔ।

गणेश- देखू दस-आना, छह-आना जिनगीमे बहुत केलौं। जेकर फल भेल किसान घर छोड़ि बनियाँ घर गेलौं। मुदा आबो नै चेतब तँ वंश कलंकित हएत।

बर्वरी- कनी सोझरा-सोझरा कहबै गणेश बाबू।

मिसर लाल- बड़ बूड़ि छैं बड़बड़िया तूँ। कनी चुप भऽ कऽ सुनही ने।

गणेश- (विह्वल होइत) मजाकोसँ नमहर मजाक लोक बना देलक अछि। कतौ दूध पीया बोकड़बैत अछि तँ कतौ मोतीचूर लड्डू खुआ।

बर्वरी- खोंइचा कनी मोटगर अछि, छील दिऔ?

गणेश- बाउ बर्वरी, की कहब, तेहेन-तेहेन उकट्ठी सभ भऽ गेल अछि जे घरसँ निकलैकाल भूलि जाइ छिऐ। कतौ वाम-दहिन भेने जे दुर्घटना होइ छै तँ ओतैसँ गरियबैत रहैए जे सार गणेशबाक मुँह देखि चलल छलौं।

भजन लाल- (मुड़ी डोलबैत) भाय, दुखरा गौने हेतह। चालनि दुसलक सूपकेँ जेकरा अपने हजारो छेद छै। अनके खचरपनीसँ हमर एहेन गति अछि।

अध्यक्ष- गणेशजी, सोझ डारिये किअए ने बजै छी जे एना घुमा-फिरा दइ छिऐ।

गणेश- सएह ने तारीफ अछि, अध्यक्षजी हमरामे।

(रत्नाकरकेँ मुस्की दैते सभ जोरसँ ठहाका मारलक)

गणेश- देखियौ नै तँ सुनियौ, दुनियाँ गोल छै। सोझो डाँढ़ि तिरछिआ कऽ हटिते टेढ़ भऽ जाइत अछि। जइसँ सामने-सामनी नै देखि पड़ैत अछि।

पटाक्षेप

(((समाप्त)))

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

जगदानन्द झा 'मनु'- दूटा विहनि कथा

ग्राम पोस्ट हरिपुर डीहटोल, मधुबनी

**१.आस्था**

डोकहर राजराजेश्वर गौरी शंकरक प्राचीन आ प्रशिद्ध मंदिर | मंदिरक मुख्यद्वारकेँ आगू एकगोट अस्सी-पच्चासी बरखक वृद्धा, सोन सन उज्जर केश, शरीरक नामपर हड्डीक ढांचा, डाँर झुकि गेल | मुख्यद्वारक आँगाक धरतीकेँ बाहरनिसँ पएर तक झुकि कए बहारैत |

'अ' आ 'ब' दुनू परम मित्र, एक दोसरक गुण दोषसँ परिचीत, दुनू संगे मंदिरक आँगासँ कतौसँ कतौ जा रहल छलथि | मंदिरक सोंझाँ अबिते देरी 'अ' दुनू हाथ जोड़ि प्रणाम कएलनि | 'ब' सेहो तुरंते दुनू हाथ जोड़ि, झुकि कए मोने-मोन स्तुति करैत ओतुका धरतीकेँ छुबि माँथसँ लगा ओहि ठामसँ आगू बिदा भेला |

ओतएसँ दस डेग आगू गेलाक बाद 'ब', 'अ'सँ "हे यौ अहाँ कहियासँ एतेक आस्तिक भऽ गेलहुँ, जे मंदिरक सामने जाइत मातर कल जोड़ि लेलहुँ ओहो हमरासँ पहिले |" आगू आरो चुटकी लैत "भगवानो देख कए हँसैत हेता जे देखू ई महापातकी आइ आस्तिक भऽ गेल |"

'अ' शांतिकेँ तोरैत "पहिले तँ ई अहाँकेँ के कहि देलक जे हम नास्तिक छी, हमहूँ आस्तिक छी, हमहूँ देवता पितरकेँ मानैत छी परञ्च अहाँक जकाँ पाखण्डी नै छी | अंतर एतवे अछि जे अहाँ मंदिर मंदिर भगवानकेँ तकैत रहै छी, हम हुनका अपन मोनमे तकैत छी आ अपन करेजामे बसेने छी | आ रहल एखनका गप जे हम मंदिरकेँ सामने हाथ जोड़लहुँ, ओ तँ हम सदिखन अपन मोनमे बसेने हुनका हाथ जोड़ैत रहैत छी मुदा एखुनका हाथ जोड़ब हमर भगवानकेँ नहि, भगवानक ओहि भक्तकेँ छल, ओहि बृद्धाकेँ जिनक बएसकेँ कारने डाँर झुकि गेल रहनि मुदा एतेक अवस्थोमे भगवानक प्रति एतेक अपार श्रधा भक्ति, कतेक प्रेमसँ मंदिरक मुख्यद्वार बहारि रहल छली | हम ओहि भक्तक भक्तिकेँ, हुनक भगवानक प्रति आस्थाकेँ, हुनक बएसकेँ नमन केने रही |"

*****

**२.तरेगन**

इजोरिया राति, चन्द्रमाक दूध सन इजोतसँ राइतो दिन जँका बुझाइत | माँझ आँगनमे पटीयापर, अपन बाबीक पाँजरमे सुतलसँ जागि कए तीन बरखक नेना एकटक मेघक तरेगन दिस टकटकी लगोने ताकैत | आँखिक पपनी एकदम स्थीर, उपरकेँ उपर आ निँचाकेँ निँचा, जेना की कोनो हराएल प्रिय वस्तुकेँ ताकि रहल हुए |

किछु घड़ीबाद नेनाक बाबीक निन टूटल तँ नेनाकेँ बैसल देख ओहो हरबड़ा कए उठैत, "की बौआ किएक बैसल छ, आ ई मेघमे की देखै छ |"

नेना धनसन बाबीक बोल ओकर कान तक तँ जाइ मुदा दिमाग तक नहि जाइ | ओ तरेगन दिस एतेक तन्मयतासँ देखेए जे ध्यान उम्हरे एकाग्र |

नेनाक बाबी दुनू हाथसँ नेनाकेँ हिलाबैत, "बौआ की भेल, की देखै छी |"

“तरेगन गनैछी |”

“किएक |”

“काइल्ह सरजू कहलक जे मुइलाबाद लोक तरेगन बनि जाइ छै तँ हम तरेगन गानि कए देखै छी जे कोन कोन तरेगन बेसी अछि ओहिमे सँ अवस्य एकटा हमर माए हेती |”

बाबी, नेनाकेँ दुनू हाथसँ अपन पाँजमे भरैत, “हमर नेना कतेक बुधियार भऽ गेलै, केकरो नजरि नै लगेए | अहाँक माए कोनो आजी गुजी थोरे रहथि जे ओ आजी गुजी तरेगन बनति, ओ देखू ओ–ओ सभसँ बेसी चमचमाइत तरेगन, ओ अहींक माए छथि |"

*****

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**लघुकथा-**

**उलबा चाउर**

अगहनक पूर्णिमाक दिन। काल्हि पूस चढ़त। अधा-अधीपर जाड़ आऔत। महिना दिनक पछाति पूर्णिमा आऔत। संक्रान्तिकेँ पूर्णिमासँ कोनो सरोकार नै छै। सरोकारो केना रहतै, एकटा दिनक हिसाबे चलै छै दोसर मासक हिसाबे। ओना दुनू दिन-राति संगे चलै छै, संगे रहै छै मुदा कखन के अगुआ जाइ छै आकि पछुआ जाइ छै से ओ जानए। मुदा आब अगहनुआँ जाड़ थोड़े रहल, तहूमे ऐबेरक अगहनमे तेहेन शीतलहरी भेल जे माघोक कान काटए लगल। जहिना कोनो खेल आकि काजमे हानि-लाभ संगे चलै छै मुदा के कखन अगुआइ छै आ के कखन पछुआ जाइ छै से जानब सबहक काज थोड़े छी। जँ से रहैत तँ एके भैयारीमे कियो बर-बेमारीक तर पड़ि तरोटा बनि जाइ छै आ कियो बेटाक दहेज लऽ कऽ उपरोटा बनि जाइ छै। एक कील रहने कि हेतै। तरोटा ने सधाएल रहत उपरौटा तँ छुट्टे रहत। तहिना जाड़ोक भेल। अगहनक शीतलहरी, समैसँ पूर्वहि माघकेँ बजा अनलक।

पूस तँ बिचहिमे रहि गेल। अगहन-माघकेँ भेँट भेने पूस हरा गेल। किएक तँ जहिना गोटे-गोटे गाइयो महींसकेँ आ मनुखोकेँ समए पूर्वहि जुआनीक सभ वयकरन अपने आबि जाइ छै तहिना जाड़ोक भेल। पल-पल ओस पला पाला बनबै करत। लतड़ि-लतड़ि गोरा रोपि लतड़बे करत। अनुकूल अवसरो भेटलै। कश्मीरी वर्फ-वारी संगबे भऽ गेलै। समैसँ पूर्व भेनौं आम जकाँ ने कोलि-फट्टू भेल ने रस-फट्टू आ चोकरेबो नहियेँ कएल। मुदा एते तँ भेबे कएल जे पछिया अगते पकड़ने ओसो मोटा-मोटा पाला बनि पलड़बे करत। जे हवा संग चलैत छल ओ ओसक बून बनि टप-टप नाकपर होइत खसबे करत। मेघौन नै रहितो सूर्य तेना झपाएल रहैत जे दिनो रातिये जकाँ भऽ गेल। भरिसक दशतारक ने तँ छी!!

जाड़क बैसारी भेने घूरोक चलती आएल आ गपो-शपक, पोथियो-पुरानक। पुरुखे जकाँ स्त्रीगणोक बीच शास्त्रार्थ चलए लगल। कियो ग्रह कहैत तँ कियो ग्रहक करतूत। मुदा गपक गरमी ओतए मद्धिम पड़ि जाइत, जतए निर्णए होइत, जौं अपना बड़दकेँ कुड़हरियेसँ कियो नाथत तँ अनका की। तइले हम सभ अनेरे मुँहा-ठुठी कऽ कऽ फूला-फुली किअए करब। जाड़ेक मसिम छिऐ ओकरो तिहाइ हिस्सा तँ छइहे। ओकरा जे मन फुरतै, जेना मन हेतै तेना अपन करत। अपने केने ने कियो जीबैए। ओहिना तँ नै कहल गेल अछि जे अपने मुइने जग मरए।

बुढ़-बुढ़ानुसक बीच तेसरे झमेल ठाढ़ भेल। कियो कहैत जे पूस-माघमे शीतलहरी तँ देखैत एलौं, अगहनमे तँ नै देखने छलौं। मुदा हिनको सबहक गप ओइठाम जा अँटकि जान्हि जतए जुग-जमानाक चर्च उठि जाइत। बापेक-बेटाक सम्बन्ध जे बनि गेल ओ कते उचित छै, जखन जुगे बदलि गेल तखन कि बदलत आ कते बदलत तेकर कोनो ठेकान छै। समुद्रक भँसिआएल नाव, लहड़िक धक्का सहत तखन ने किनछरि धड़त। नै तँ केकर मजाल छी जे नावकेँ बचा लेत। मुदा गाम-घरक बात उठिते सभ गप तर पड़ि जाइत। समस्या ठाढ़ भऽ कहैत जे केना बाधक लक्ष्मी एहेन समैमे घर औती। नै औती तँ उसनियाँ केना हएत आ के करतीह। उसनियाँ नै हएत तँ उसना चाउर केना बनत। नै बनत तँ सुपच्च खेनाइ केना हएत। अरबा-अरवानि तँ राजा-महाराजाक छिऐ, किसान परिवारक तँ उसने छिऐ ने। भलहिं नोकरिया-चकरिया अपना लेने हुअए। परिवारक ओ औरत जे जते परिवारक लेल करैत ओ ओते ओइ घरक गिरथानि होइए किने। जहिना खेतक धान, पानिक संग चुल्हिपर चढ़ि अपन व्याकरण बदलि उसनल धानसँ उसना चाउर बनि उसना भात बनैत जे सुस्वादुक संग सुपाच्चो होइत अछि, तहिना ने घरक लछमियो होइ छथि।

पनरह-बीस दिनक शीतलहरि भरिसक छँटत। पौ फटिते रविया एकचारिक घूर लग बैस पीढ़ियेपर खुरपी लऽ कऽ तमाकुल मिलौल गांजा कटैत। पनरह-बीस दिनक परता भेने खुरपियो अधविज्झू भऽ गेल। जहिना चालि कमने पएरक होइ छै। तँए धार मोटा गेल। खुरपीक बेंटकेँ जोरसँ लेटाओल गांजापर दबिते मनमे उठलै। बुदबुदाएल-

"कते दिनसँ निआरै छी जे गुलाब-तख्ती आ प्रेमकटारी लेब से तेहेन ने समए भऽ जाइ छै जे कि लेब। बुझै छिऐ जे अपन प्रेमकटारी आ गुलाब-तख्ती खुरपिये-पीढ़िया छी।"

घूरसँ खड़ौआ जौड़क गूल निकालि चीलममे चढ़ा भोग लगबैत मंत्र पढ़लक-

"जीवैत-मरैत जे जतए छह आबि जाह।" कहि दमसा कऽ दम मारलक। जहिना चारक वा भीतक दाबसँ घरक मुँहक चौकठिक केवाड़ कसकसा कऽ बन्न रहैत मुदा जोरसँ धक्का पाबि खुजि जाइत तहिना रवियाक कपाट खुजल। बाजल-

"दिलरामक माए, कनी एमहर आउ?"

जड़ाएल पतिक अवाज सुनि रूपनी सिड़सिड़ाइत आबि आगूमे ठाढ़ भऽ गेली। ने दोहरा कऽ रविया किछु बजैत आ ने रूपनी। एक रंगक रोगी दोसराक कि हाल-चाल पूछत। मुदा नहियोँ पुछने तँ नहियेँ हेतै। मुँहक काजे कि छिऐ। खाइये कालमे ने कनी, वाकी तँ वैसारिये रहै छै किने। तहूमे वैसारियो कि एक रंगक होइ छै केतौ खेलहा तँ केतौ बिनु खेलहा सेहो होइ छै। तइ बीच तँ बीचमानि तखने चलत कि ने जखन दुनूकेँ नीके कहत। जँ से नै कहत तँ मुँहक मानियेँ कि भेल? मुदा विहंगरो कम रहै तखन

ने जे दुनूकेँ अगल-बगल जोड़ियो कऽ चलत। जइठाम अकासे फाटल छै तइठाम दरजिये बेचारा कि करत, कते करत। कियो खाइक रोगसँ पीड़ित भऽ सुखाइत तँ कियो भूखल रोगसँ। मुदा तहूसँ नमहर बिहंगरा तँ ओतए उठैत जतए भुखेलहासँ बेसी भुखाएल-खेलहाक खेल चलैत छै।

दुनू परानी, रविया-रूपनी एक दोसरपर आँखि अँटकौने जेना आगू-पाछू दुनू दिस दुनू दुनूकेँ देखैत। मुदा गांजाक चढ़ल मन रविया अपन मौन तौड़ैत बाजल-

"बुझलौं कि, से किने से, आइ खिचड़ी खाइक मन होइए। तिलासंकान्तिक भरोसे कि रहब।"

पतिक बात सुनि रूपनी किछु बाजल नै। मुदा रूपनीकेँ अनसोहाँत जकाँ रीब-रीब लागल। रीबरीबाइत बाजलि-

"एना किअए अहाँ तिला-सकराँइतक खिंधाँश करै छी। सोझ मुहेँ कहू जे खिचड़ी खाएब।"

पत्निक बात रवियाक कंठक निच्चा नै उतरल। गल-गलबैत बाजल-

"एगो खिस्सा कहै छी। एगो रहै अन्हरा एगो रहै डिठरा। दुनू मिलि कातिकमे एकटा खत्ता उपछलक। तइमे फँसल एकटा अन्है। डिठरा कि केलक जे नांगरि दिससँ अन्हराकेँ पकड़बैत जहाँ उधडरेड़पर आएल आकि जोरसँ कहलकै। छोड़-छोड़ ने तँ धाए लेतौ साँप छिऐ। ओ छोड़ि देलकै। से हम थोड़े छी। अहीं कहू जे आब लोक दुरागमन करैए आकि माल-जाल फड़िछबै छै। हे मानि लेलौं जे वर-कनियाँक दुरागमन भेल। मुदा बेटा-बेटीक की हएत। घरेक काजमे एना दू रंग किअए भेल जाइ छै।"

रवियाक बात सुनि रूपनी पघिल गेलीह। विस्मित होइत बजलीह-

"उसना चाउर ऐछे कनी नून दऽ कऽ टभका लेब। कचका मिरचाइ चीर कऽ दऽ देबै। तइले अहाँ किअए लल-वेकल छी।"

जहिना ठीकेदारकेँ बिल-भुगतानक दिन होइत जे रोहू लेब कि मुंगरी, तहिना रवियाकेँ भेल। गरीबक गोनरि जहिना दुनू कात चिकने होइ छै तहिना दुनू परानीक भेल। रविया बाजल-

"अरबा चाउरक प्रेमी छिऐ दूध-चीनी आकि नून छिऐ। मुदा अपन सबहक तँ नूने छिऐ किने? जखन खिचड़िये भेल तखन चाउर, पानि, नून-मिरचाइ पड़बे कएल, एते जइमे पड़त से खिचड़ी केना नै भेल।"

खाइक ओरियान देखि रवियाक मन घुमल, गंभीरता देखबैत मिड़मिड़ाइते बाजल-

"बाध गेना बीस दिनसँ ऊपर भऽ गेल। बाधमे कि भेल हएत कि नै। तहूमे तेहेन ने सिल्लीक उजैहिया आएल अछि जे सभटा धान चाभि देने हेतै।"

पतिक बात सुनि रूपनी अगुअबैत बाजलि-

"पैछला बेर देखलिऐ जे बीघा भरि सोनाइ काकाक सूर्यमुखी फूलकेँ सुग्गे खा गेलै। बेचारे कते आशा लगा खेती केने छेलखिन।"

पत्नीकेँ भँसिआइत देखि रविया लोहछैत बाजल-

“हमरा एते सौंसे गामक हिसाब-बारी जोड़ैक काज नइए। हम माल-जालक ओगरवाही करै छिऐ आकि चिड़ैयो-चुनमुनीक। खेलकै तँ गिरहतक खेलकै। हमर बड़ खेलक तँ राखी।” साक्षात् वैरागी बनि रविया निर्विकार भऽ पत्नीकेँ कहलक।

निर्विकार पतिकेँ देखि रूपनी सूर्यक धाही देखिते चड़िअबैत बाजलि-

“हम चुल्हिक ओरियानमे जाइ छी। अहाँ झब दे बाध चलि जाउ। नै तँ गिरहत अबलट जोड़त। जँ पहिने चलि जाएब आ गिरहतकेँ देखब तँ अगुआइये कऽ कहबै जे तते ने सिल्ली आबि गेल छै जे एको कनमा धान नै होइबला अछि।”

पत्नीक विचार रवियाकेँ जँचल, मुदा भरल पेट जहिना ओछाइन दिस तकैत तहिना एक तँ घूरक अगियासीक ताउ तइपर गांजाक रंग, उठैक मन नै भेलइ। मुदा अगियोक तँ अपन गुण होइ छै, चाहे तँ उपयोग करू नै तँ घर जराऔत। मुदा से रवियाकेँ नै भेल। मन छड़पलै। फुसफुसाएल-

“कोनो गामक नइँर-गइँर नीक नै छै। कहू जे जखन एके नाओं सबहक छै माने गाम- तखन किअए कोनो गामक बाधक रखवारि बीघामे दस धूर छै तँ कोनो गामक पाँच धूर। कोनो गामक चारि धूर छै तँ कोनो गामक दू धूर। मन ठमकलै। अनेरे कोन चक्करमे चकराइ छी। ई तँ रखवारिक भेल। जेकरा ने माए छै आ ने बाप। मुदा माइयो-बापबला कँ तँ देखते छिऐ जे कोनो गामक लग्गी (खेत नपेबला लग्गा) साढ़े छह हाथक छै तँ कोनो गामक पौने सात हाथक। कोनो गामक साढ़े सात हाथक छै तँ कोनो गामक नअ हाथक। धूउ अनेरे अनकर रोग अपना सिर सिरजै छी। साबे बोझ जकाँ सदिकाल गँड़िमुराहे होइत रहैए तखन तँ कहुना कऽ सम्हारि खरिहान पहुँचू जे पसारि कऽ सुखा लेब। बड़-बड़ लीला सभ छै। कते देखब। जखन एके गामक एके आड़िक खेतक मलगुजारी बढ़मोत्तर कहि रेन्ट मुक्त अछि तँ बगले बलाक ओते अछि जे मलगुजारी भुगतानपर बटाइ खेत रहै छै।”

अगिला बात मनमे अबैसँ पहिने रविया फुड़फुड़ा कऽ उठल। शीतलहरीक चलैत अगते कुतरूमोमे फूलक कोढ़ी आबि गेल, से रविया देखने। पत्नीकेँ कहलक-

“बाड़ीसँ कुतरूमो आनि लेब। बाध दिससँ भेल अबै छी।” कहि रविया बाधक रस्ता धेलक।

करीब अस्सी बीघाक दछिनवरिया बाध। जेकर रखवारि रविया करैत। संयोग नीक भेल जे तीन साल पूर्व पैछला रखवार पंजाब गेल जे रवियाकेँ बाधक भार देने गेल। पचास बीघासँ ऊपर जमीन निच्चाँ आ पच्चीस-तीस बीघा ऊपरक बाध रहए। तइमे बीघा पाँचेक उस्सर, जइमे भरि-भरि जाँघक कुश उपजैत। परदेशिया सबहक किरदानीसँ पान-सात बीघा छाहेँ भऽ गेल। तइपर रौदी भेने उपराड़ि खेत अबादे नै भेल। खोपड़ी लग पहुँचिते रवियाक मनमे उठल- अनेरे एहेन ठंढामे पएरमे बेमाए किअए फटाएब। तइसँ नीक जे खोपड़ी अपन छिहे। आगि सुनगा घूरे तापब। उपराड़ि चौरक बीच परतीपर रवियाक रखवारिक खोपड़ी।

घूर पजारि रविया बैस गेल हाथ-पएरक कन-कनी कमिते रवियाक मनमे उठल। अनका जे होउ, मुदा भगवान पक्षक काज केलनि। उपराड़ि नै उपजल तँ नै उपजल, निचला तँ उपजल अछि। नै साल भरि तँ छबो मासक बुतात तँ हेबे करत। मुदा गामेमे देखै छी जे अही चौरी-टामे नहर नै भेनौं नहरक पानि एलै। बाकी गाम तँ रौदियाहे भऽ गेल अछि।

सिताएल नढ़िया जकाँ सूर्य तँ उगल मुदा सिरसिराइत। नव विहान देखि गिरहस्तक बीच चलमली आएल। धान (पानिक धान)मे कनी ठंढ़े ने लागत मुदा सूर्योक तँ धाही छइहे। हो-न-हो कहीं पूस-माघ अगुआएल अछि आ जौं कहीं पैछला डेग नपलक तँ फेर ओहिना भऽ जाएत। एक तँ रौदियाह समैक अन्न, तेकरो जँ जानि कऽ छिजानैत करब तखन तँ आरो केतौ भऽ कऽ नै रहब।

किसानक चलमली देखि रूपनी हाँइ-हाँइ कऽ भानस केलक। आठ बजैत-बजैत हँसुआ नेने सभ निकलि गेल। जन-गिरहतसँ बाध भरि गेल। अपने रूपनी दिलरामक संग खा पति-ले बाधे खाएक लऽ विदा भेल। सात बर्खक बेटा दिलराम अंगनासँ निकलिते रूपनी बेटा-दिलरामकेँ कहलक-

“बौआ, आइ उलबा चाउर खाएब।”

आगू-आगू दिलराम आ पाछू-पाछू रूपनी बाध दिस विदा भेल। किछु दूर गेलापर रूपनीक मनमे उठल। भगवान कूह फेड़लनि। नै तँ कोनो दशा बाकी नै रहितए। जहिना अन्नक गति होइत तहिना जरनाक। ओहो तँ माघ ले रखने छलौं जे पार लागल। नै तँ कठुआ कऽ मरैमे कोनो भांगठ छलए।

गांजा पीबैत रविया आगू-आगू बेटा आ पाछू-पाछू पत्नीकेँ अबैत देखि, बुदबुदाएल-

“जे जीबए से खेलए फागु। हमरा सबहक जिनगिये कि अछि जे अगिला आशापर जीब। जहिया हेतै तिला-सकराँइत तहिया होउ। अपन तँ आइये छी।”

मुदा लगले मन ठमकि गेलै। आन पावनि खीरक होइ छै आ तिलासंक्रान्ति किअए खिचड़ीक होइ छै। तहूमे उजरा अरबा चाउरक संग करिया तिल-गुड़-पानिक संग परसाद किअए बनै छै...?

आँखि मूनि रविया विचारिते छल कि रूपनी लगमे आबि बाजल-

“जहिना गामपर रहै छी तहिना बाधोमे भकुआएले रहै छी।”

रवियाक बनल मन बाजल-

“गामपर तँ अहाँ देखि भकुआ जाइ छी मुदा बाधमे तँ अपने देखै छी किने।”

तहि बीच बीघा दुइये हटि धानक खेतमे कटनिहार सबहक बीच हल्ला भेल। हल्लाक कारण रहै एक भाग सिल्ली धान चाभि देने रहै। धान नै देखि जन-सबहक बीच पाहि धड़ैक हल्ला रहए। हल्ला देखि रूपनी पतिकेँ कहलक-

“कनी जा कऽ देखियौ, जे किअए झगड़ा होइ छै।”

गांजाक असकताएल मन रवियाक, बाजल-

“हम बाधक रखवार छिऐ कि गामक पंच छी। अपन गिरहत फड़ियाबह...।”

रवियाक बात रूपनीकेँ जँचल। आगूमे थारी बढ़बैत बाजल-

“बेटाकेँ आइ उलबा चाउर खुआइयो देबै आ मोटरियो बान्हि देबइ।”

उलबा चाउर सुनि रविया विस्मित भऽ गेल। मन पड़लै अपन माए। माए मन पड़िते मनमे उठलै ओ दिन, जइ दिन दिआरी पावनि रहै। धान अधपक्कू भऽ गेल रहै, मुदा सुभ्भर नै पाकल रहै। लछमी पूजा दिन रहने ओहए अधपक्कू धान काटि, पएरसँ मीड़ि खापड़िमे भूजि चाउर कूटि खेने रही। हाथ-मुँह धोय रविया दिलरामकेँ कहलक-

"बौआ, अहूँ कनी खा लिअ।"

भरल पेट दिलराम नकारैत बाजल-

"नै खिचड़ी नै खाएब, उलबा चाउर खाएब।"

उलबा चाउर सुनि रवियाक मनमे खीझ उठल। बाजल-

"उलबा चाउर लगले कतए सँ औतै। बड़ अगुताएल छैँ। के तोरा मन पाड़ि देलकौ।"

निष्कपट दिलराम बाजल-

"माए कहलक।"

माइक नाओं सुनि रविया ठमकि गेल। जहिना मंदिर जाइसँ पहिने ने भगवान आबि राशि लगा लऽ जाइ छथिन, तहिना ने गाछोक पीपही रोपिते-काल पाकल आम आगूमे आबि जाइ छै।

फेर दोसर खेतमे हल्ला उठल। पानिक तरमे आड़ि डूमल। खाली आड़िक खरही टिक-टिक करैत। मुदा सभ ठामक ओगरवाहि कि बन्दूके हाथे होइ छै। खरहोरिक कड़ची केना ओगरवाहि करैत अछि। झगड़ाक कारण रहै एकटा खेतक धान चतड़ि-लतड़ि दोसरा खेतमे चलि गेल। पहिने तँ रवियाकेँ सोझ-साझ बात बूझि पड़लै, मुदा लगले मन ठमकि गेलै। पानिक संग माटिक प्रश्न उठि गेलै। ई केहेन होइ छै जे लोक कलम-गाछी लगबै-काल आड़िक कातमे झमटगरहा गाछ लगा दइ छै जे नमड़ि कऽ दोसरा खेतक उपजा खा जाइ छै। बुढ़-बुढ़ानुसक सेहो कहब छन्हि जे घर लग बँसबारि नै लगाबी, एक तँ लत्ती-गाछक सीमापर बसल अछि दोसर तेहेन सिराह होइ छै जे जते दूर ओकर छाँह जाइ छै तते दूर ओकर सीरो जाइ छै। जँ जेबे टा करितै तखन तँ नै कोनो मुदा तरे-तर तेहेन खच्चरपनी करै छै जे जते दूर जाइ छै दोसराक बास नै हुअए दिअए चाहै छै। खिचड़ीसँ मन भरिते रविया पत्नीकेँ कहलक-

"हमरा अङौस-मङौस करैके मन होइए, अहाँ बाध घुमने आउ।"

पतिक समर्पण देखि रूपनी बाजलि-

"थाल-पानिमे बौआकेँ केना लऽ जेबै। एतै छोड़ि दइ छिऐ।"

खेते-खेत रूपनी टहलि घूमि कऽ आबि पतिकेँ कहलक-

"बलौकिया धान छोड़ि सभ ऊपरा-ऊपरी छै।" बजैत-बजैत मनमे उठलै, घरमे कोठी-भरली तँ नहियेँ अछि एते धान राखब कतए। सोगसँ सोगाइत सँठलक-

"आब कि धान-चाउरक चोर रहल जे कियो चोरा लेत। आब तँ हिस्सा-बखराक चोरि देखाइयो आ छिपाइयो कऽ होइ छै।"

रविया पुआरक ओछाइन सरिअबैत निनिया देवीक स्तुति करिते छल कि पत्नीक बुदबुदाएल बात सुनि गेल। मन मुरुछि कऽ तुरुछि गेलै-

“बड़ लाल बुज्झकर बनै छथि, अच्छा एकटा कहू जे जइ गाममे सभटा चोरे रहत ओइ गाममे चोर के भेल?”

पतिक बिगड़ैक कारण बूझि रूपनी नहाएल आ बिनु नहाएल अवस्थामे पड़ल जकाँ बाजलि-

“पड़ू-पड़ू। लाउ घुट्टी दाबि दइ छी।”

पियाससँ पहिने पानि, भूखसँ पहिने अन्न आगू एलासँ क्षुधाक धार रोकाइ छै। दू-अढ़ाइ बजिते धान कटनिहार सबहक शक्ति सिहरए लगल। एक तँ मड़िआएल रौद तइपर जट्ठर पानिक संग पछबाक लहकी। एक्के-दुइये धानक बोझ लऽ लऽ खेतसँ निकलए लगल। बोझ देखि रूपनी बाजलि-

“हम राखी कटने अबै छी।”

पेमेंट, बेतन, महिना, पगार, तलब, तनखा आकि दरमाहा उठैकाल जहिना नोकरियाक मनमे तरंग उठै छै तहिना रूपनीक मनमे उठए लगल। तते खेत कटाएल जे एते राखी काटब पार लागत। तहूमे बेरो खसल आ जाड़ो बेसियेबे करत। लगले मन मानि गेलै जे कोनो कि जमा-जिगिर अछि जे एते पुरेबे करत। जेतबे सम्हरत तेतबे काटब। बाकी आन दिन काटब। एते दिन कियो चोरेबे ने केलकै आ एक-दू दिनमे कि उनटन भऽ जाएत। सोचिते-विचारिते पहिल खेत रूपनी पहुँचि गेल। आँखि उठा हिया कऽ देखलक (पानिक दुआरे) जे कोन कोणमे राखी अछि। दुइये धूर हएत तइसँ की, हएत तँ कोनो कोणेपर। मुदा नमहर खेत रहने अधोसँ कम खेतक धान कटाएल, तखन राखी केना बनत? दोसर-तेसर-चारिमो खेत तहिना। पाँचम-टामे राखी बेराएल। काम-धान देखि रूपनीक मनमे सबुरक सबुरदाना छिड़िया गेल। पाँजो भरि धानक आँटी बान्हि माथपर उठौने धानक गदाएल पानि देहपर टघरैत खोपड़ी लग रूपनी पहुँचल। आरामसँ पति-पुत्र देखि विभोरसँ विसरभोर भऽ गेल। मोने ने रहलै जे माथपर धानक भारी आँटी अछि। धानक आँटी देखि रविया मुस्की दैत बाजल-

“एहेन जे अहाँ छी जे बेटा-दिलरामकेँ बाधे अबैकाल उलबा चाउर गछि लेलिऐ आ अखैनसँ जे छाल-छोड़ाओत से केहेन लगत।”

विहुँसि कऽ रूपनी बाजलि-

“जइ बेटाकेँ गछलिऐ तेकरा पूराकऽ छोड़बै। ऐठामसँ जाएब, एक पाट हएत मलि लेब। चुल्हि पजारि गरमा लेब। साँझे परतै तँ कि हेतै, कोनो कि अनका आंगना जाएब जे भरली साँझ नै कुटए देत। अपन ढेकी अछि जखैन पलखति भेटत तखैन कुटब। तँए कि बेटाकेँ....”

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

राम भरोस कापडि भ्रमर, सदस्यः नेपाल प्रज्ञा प्रतिष्ठान,काठमाण्डू

**यात्रा प्रसंग- रायपुरक मिथिला महोत्सवः उत्साहक बाढि आ मनीष झा**

हम दू मास पूर्व इन्टरनेटपर रायपुर (छतिसगढ़, भारत)क मैथिली प्रवाहिका (मासिक पत्रिका)क आयोजनमे होबयबला अखिल भारतीय मिथिला महोत्सवक सूचना पढने रही । हिन्दीमे । किछु अनसोहाँत लागल रहय । किछु गोटे अपन प्रतिक्रियामे ई बात

लिखबो कएने रहथि । जे से हम एकरा बिसरि गेल रही । मुदा एक दिन जखन दरभंगासँ गप्प करैत काल भाई चन्द्रेशक हडबडी शैलीमे ई सूचना भेटल जे हमरा रायपुर जएबाक अछि आ ओत्तय ओसभ हमरा सम्मानित करता तऽ जिज्ञाशा बढल । चिट्ठीक खोजबिन कएल । चिट्ठी राजविराज चल गेल बताओल गेल । जे सत्य नहि छल । तखन हम जिज्ञाशा कएल तऽ ओम्हरसँ एकटा हडबडाएल सन अध खिच्चडि भाषा मैथिली आ हिन्दीमे एकटा स्वर सुनि पडल 'हम पठा देने छी, नहि भेटल अछि तऽ तुरन्त पठा रहलल छी ।' कहबाक जरुरति नहि ई श्वर महोत्सवक संयोजक मनीष कुमार झाक रहनि , मैथिली प्रवाहिकाक सम्पादक । स्वरसं किछु बेशी व्यस्त, धडफडाएल आ उत्साही लोक लागल छलाह । एहिसं बेसी हमरा किछु जानल बुझल नहि छल ।






हम जाएब तएँ पटनामे जमायकेँ कहि दू गोट थर्ड एसीक टिकट बनबा लेने रही । अन्ततः पत्र हमरा मेलमे आएल आ हम सभ औपचारिकता पूरा कऽ रायपुर गेलहुँ । रायपुरमे होइत कार्यक्रम हमर जिज्ञाशा केन्द्रमे तऽ रहबे करे , एहि प्रवासमे जाहि उत्साहसँ एतेक भव्य आ पैघ कार्यक्रम करबाक साहस कएनिहार ई मनिष जी के छथि , ई हमर सभसँ बेसी जिज्ञाशाक विषय रहय । चौबीस घण्टाक रेल यात्रामे भागलपुरक डा. केष्कर ठाकुर जीक सानिध्यमे किछु बात बुझबो कएने रही जकरा आओर फरिछौलनि भाई योगानन्द झा जी । ई लोकनि रायपुर घुरि आएल रहथि वा मनिषसँ सम्पर्कमे रहथि । ओना तऽ डा. बुचरु बाबु सेहो मनीषक मनुसत्वक दर्शन कऽ चुकल रहथि आ ओहो हमर आगमनक समाद निरन्तर मनीष जी लग प्रवाहित करैत छलाह । जे से फागनु ११ गते (फरवरी २२ तारिख कऽ) ८ बजे राति कऽ जखन रायपुर रेलवे स्टेशनपर उतरलहुँ आ आन सहयात्री मित्र सभक प्रतिक्षा करैत छलहुँ तऽ डा. केष्कर ठाकुर जी हमरा दिश संकेत करैत एकटा पुष्ट देहयष्टिक छोटेकाँट छाँटक व्यक्तिकेँ देखौलकनि इएह छथि कापडि जी ! हम पलटलहुँ, आँखि मिलल , ओ व्यक्ति हाथमे राखल बडका बुकी( गुलदस्ता) हमरा दैत लगभग पैरपर झुकैत प्रमाण कएलक । डा. ठाकुरकेँ हुनक परिचय देबासँ पहिने हम बुझि गेलहुँ , ई हो न हो, मनीषेजी हएताह । बातो सएह रहैक । मनीष जी अपन दुलकी चालिमे अगिला डिब्बा दिस बढलाह आ एकटा छोटछिन गुलदस्ता एकटा महिलाकेँ धरबैत हमरा सभ लग आनि परिचय करौलनि । ओ जमशेदपुरसँ आएल रहथि । तखन हमरा सभकेँ स्टेसनसँ बाहर लऽ गेलाह

आ सभकेँ गाडीसँ होटल पहुँचाओल गेल । हमराले छतिसगढ प्रशासनक न्यू सर्किट हाँउसमे आवासक व्यवस्था कएल गेल रहय । बीस पचिस मिनट पैदल आ १० मिनेट गाडीसँ जएबाक ठाममे । ई हमरा लेल दोसर सम्मान छल । एक मन भेल संगीसभक संग होटलमे बैसी, मुदा मनीष जीक आग्रह जे राज्य सरकारसँ हमरा लेल छुटिआयोल गेल आवासमे जाएब जरुरी । हमर खानपीनक व्यवस्था सभ ओतहि छल । मुदा हमर ई शर्त रहए , हम दिन भरि खानपीनक संग संगीसभक संग होटेलेमे बिताएब । सुविधा इहो जे ओतहि खानपीन आ कार्यक्रम स्थल सेहो ।

हम सर्किट हाउसमे गेला पर देखलहुँ पाँच सितारा होटलक सभ सुविधा ओतय रहैक । मनीष जीक इन्तजाम पर हम फेर मुग्ध भेलहुँ । चारि दिन चारि राति हम ओत्तय बितौलहुँ । एकोरति आन ठामक आभास नहि भेल । कार्यक्रमसँ आयोजन धरि मनीष जी मात्र मनीष जी । एकटा बात खटकल ( ई एसगरिए किए कऽ रहल छथि । फेर भेल अपने दिल से जानीए पराए दिलका हाल , काज करैत काल एहिना काज कर पडैत छैक । मुदा से सभ क्षेत्रमे एहि तरहे दृष्टि दौडबैत हिनक सामर्थ्यपर हमरो मन हारि मानि लैत अछि । सभक ख्याल, सभक चिन्ता । वाह मनीष जी ।

हमरा लेल तेसर सम्मानकेँ अवसर तखन आएल जखन १२ गते कऽ अर्थात २३ तारिख कऽ भिन्सर ११:३० बजे उदघाटन सत्र प्रारम्भ भेल । रायपुर क्षेत्रक संगहि मध्य प्रदेश, विहार, झारखण्डसँ एक सँ एक विद्वान, भाषा सेवी, मैथिल सभक वृहत उपस्थितिमे जखन कार्यक्रम शुरु भेल तऽ मंच संचालक डा. अशोक अबिचल हमरा अध्यक्षता करबाक लेल बजौलनि । मंचपर विहार सरकारक पूर्व संयुक्त सचिव डा. विद्यानन्द झा, विहार सरकारक बाल संरक्षण आयोगक अध्यक्ष श्रीमती निशा झा, मैथिली हिन्दी सुप्रसिद्ध गीतकार डा. बुद्धिनाथ मिश्र, टाटा मोटरक पूर्व वरिष्ठ सहायक मैनेजर , सेवानिवृत प्रो. चन्द्रशेखर खान , अन्तर्राष्ट्रिय मैथिली परिषद, उत्तर प्रदेशक प्रान्तिय अध्यक्ष पं. जगदिश चन्द्र शर्मा , मिश्र इस्पात प्रालिक अध्यक्ष राजेश्वर मिश्र,छत्तीसगढ पर्जटन मंडलके अध्यक्ष कृष्ण कुमार राय,विख्यात शिक्षा शास्त्री व इतिहासविद् डा.कृष्ण कुमार झा,ईन्दिरा गांधी राष्टीय कला केन्द्र नई दिल्लीके साउथ ईस्ट एशिया हेड डा. वच्चन कुमार,बख्शी सृजन पीठ छत्तीसगढके अध्यक्ष डा. रमेन्द्रनाथ मिश्र सन सन दिग्गज व्यक्तित्व विराजमान छलाह । हम तखन आओर अचम्भित भऽ गेलहुँ जखन ओहि महत्ता समारोहक उदघाटन करबाक लेल हमरा आग्रह कएल गेल । ई सभ कार्यक्रम पूर्व निर्धारित छल , ई बात एकटा स्थानीय दैनिकमे छपल विज्ञापन देखलाक बाद ज्ञात भेल छल ।

मनीष लोककेँ बजबऽ मात्र नहि जनैत छथि । ओकर सम्मान करय सेहो जनैत छथि ई बात सभकेँ बुझयमे आबि गेल छलै । दरभंगाक डा. बैजु चौधरी सेहो एहने सन आयोजन करैत छथि मुदा गुणवत्तामे एकर चारियो अना नहि भऽ पबैत अछि । एसकरे ओहो , एसकरे इहो । दूनुमे बहुत अन्तर छैक । राजनीतिसँ बेसी विद्वतजनकेँ सम्मान रायपुरमे होइत देखल गेल यद्यपि मनीष जी सेहो राजनीतिक लोक छथि । छतिसगढक मुख्यमन्त्री डा. रमण सिंह लग पहुँच छनि । इहो कार्यक्रम छत्तिसगढ शासनक संस्कृत मन्त्रालयक सहकार्यमे भऽ रहल छनि । सभ किछु व्यवस्थित आवास भोजन, आ कार्यक्रम स्थल । हँ कनेक त्रुटि कएलनि कार्यक्रमक रुपरेखा निर्धारित करैत काल समयक ठेकान नहि रखलनि । सम्मान करबाक क्रम निरन्तर जारी रहने निर्धारित कार्यक्रम बाधित होइत रहल । आ पहिल दिनक कार्यक्रम तऽ जेना तेना ठिके रहल । दोसर दिनक कार्यक्रममे बेसी कठिनाई भऽ गेलै । बारह घण्टाक बैसार । विचार गोष्ठी आ कार्यपत्रक बीच सम्मानक कार्यक्रम । डा. बुद्धिनाथ मिश्र खिसिआ गेलाह एहना स्थितिमे हम नहि आएब । मनीष जी चुपचाप सहैत रहला , निर्मिमेष भावें ।

उदघाटनक बाद सम्मानक अवसर आएल । आयोजनक दोसर स्तम्भ अशोक चौधरीक हाथें मिथिला विभूति सम्मानसँ हमरा सम्मानित कएल गेल । निरन्तर फोनपर बनल मनीष जी एको क्षण मञ्चपर नहि बसि पौलाह । एम्हर सँ ओम्हर दौडैत । सभकेँ चित्त भरैत ।

आ से आबहु कालमे ककरो दुखी नहि कएलखिन्ह । आन कार्यक्रमसभ जकाँ अतिथिकेँ विदाई काल हर हर खट खट नहि भेल । सभ प्रसन्न भऽ घुरलाह मनीष जीक सक्रियता, व्यवस्था आ उदार हृदयक प्रशंसा करैत ।

हुनक आग्रह जे काठमाण्डूमे हम हुनका अएबाक संयोग जुड़बियनि, हमरा पर भार अछि , देखी कहिया ई अवसर अबैत अछि ।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

रमेश रञ्जन

मैथिली बालनाटक सीमा विस्तार करैत – 'चौआरि'

प्राध्यापक परमेश्वर कापड़िक चौआरि नाटक सङ्ग्रह उत्कृष्ट पाण्डुलिपीक रुपमे विद्यापति पुरस्कार कोषसँ पुरस्कृत भऽ चुकल अछि । विद्यापति पुरुस्कार कोष वर्ष ०६८क प्रतिस्पर्धामे आएल विभिन्न विधाक पाण्डुलिपीमेसँ चौआरिकेँ पुरस्कृत करबाक निर्णय कएने छल । पुरस्कृत नाट्य सङ्ग्रह प्रकाशित भऽ रहल अछि । ई प्रसन्नताक विषय अछि ।







मैथिलीक यशस्वी प्राध्यापक तथा त्रिभुवन विश्वविधालय मैथिली विभागाध्यक्ष परमेश्वर कापड़िक रचनामे बाल आकर्षण रहलन्हिं । ओ बालमन आ बालपनसँ रचनाक जटिलतम प्रक्रियासँ यात्रा करैत छथि । तें स्वाभाविक आ यथार्थ घटनाक्रम सहितक रचना करबाक हुनका लग दक्षता छन्हि ।

वस्तुतः नेपालक मैथिली साहित्यक अवस्था देखल जाए तँ बाल साहित्यक अवस्था सन्तोषजनक नइ मानल जा सकैए । ताहूमे बाल नाटक लेखन तँ नहिए जकाँ भेलैए । एहनमे निरन्तर बाल नाटक लेखन कऽ कऽ ओ मैथिली साहित्यक दुर्वल पक्षकेँ सवल बनएबाक प्रयत्न कऽ रहल छथि । ताहू दृष्टिए ई कृति महत्वपूर्ण अछि ।

बहुतरास विद्वान कहलन्हिं आ हमहूँ कहैत छी जे कोनो नाटकक पूर्णता रङ्गमञ्चपर गेलाक बादे होइत छै । अर्थात नाटकक कसौटी छै मञ्च । एहि नाटकक मादे हमरा लग जे सूचना अछि ताहि आधारपर ई नाटक रङ्गमञ्चपर अखनिधरि नइ चढ़ल अछि । अर्थात प्रर्दशन पक्षकेँ परिक्षण होएब बाँकी छै । मुदा ई सर्वमान्य सत्य छै जे कोनो नाटकक सिर्जनक बहुआयामिक रुपके आरम्भ लेखन कार्यसँ होइत छै तें अहि नाटकक ताहि रुपमे विवेचना होएबाक चाही ।

जखन बाल नाटकक हमसभ बात करै छी तँ स्वाभाबिक रुपें ई प्रश्न जनमैत छै जे सामान्य रंङ्गमञ्च आ बच्चाक हेतु रंङ्गमञ्चमे की अन्तर छै ? एकर सौन्दर्यक स्तरपर विवेचना करबाक प्रयत्न होइत रहल अछि । मुदा सौन्दर्यात्मक स्तरपर रंङ्गमञ्चकेँ पृथक पृथक आयुवर्गक लेल पृथक पृथक रंङ्ग व्याख्या नइ कएल जा सकैए । कलाक दृष्टिए ई विभाजन असंभव छै । बच्चाक हेतु तैयार हुअऽवला प्रर्दशनमे ओहने शोध, कल्पना आ सौन्दर्यक आवश्यकता होइत छै । कोनो प्रकारक सिमीतता वा वाध्यात्मकता बाल रंङ्गमञ्चकेँ कमजोर बनौतै । एहनसन अवस्थामे रंङ्गप्रेक्षककेँ भूमिका महत्वपूर्ण भऽ जाइत छै । बाल दर्शक बिनु आग्रह आ वयस्क दर्शक पर्याप्त पूर्वाग्रहसँग नाटक देखबाक लेल अबैत अछि । कापड़िजीक ई नाटक बच्चाद्वारा मात्र प्रर्दशन होमए जोग नाटक अछि ? अथवा बच्चाद्वारा अभिनित बच्चा दर्शक हेतु ? अथवा सभ उमेर समूहक लेल ओतबे उपयोगी अछि ? निश्चये एहि आधारपर विवेचन अत्यन्त दुरुह छै , मुदा समान्यतः ई कहल जा सकैए जे बच्चाक हेतु नाटक रचना कएनिहारक आत्मा बच्चासन होएब अनिवार्य अछि । ओ लेखक बच्चासँ प्रेम करैत होइक आ बाल प्रतिक्रियाकेँ आदर ।

कोनो लेखककेँ अपन जीवन अनुभव आ अनुभूति लेखनकर्मकेँ दिशा प्रदान करैत छै । जाहि परिवेशमे पलैत बढैत अछि तकर सौन्दर्य आ कुरुपताकेँ सुक्षम विशलेषण रचनाकेँ सहो अर्थवान बनबैत छै । परमेश्वर कापड़ि मिथिलाक सुच्चा ग्रम्य जीवनक अनुभूतिज्ञ छथि । हुनक अनुभूति मिथिलाक गामक सीमाकेँ अतिक्रमण नइ करैत छै । ओहि चौहद्दीक अन्तर विशिष्टताक सँग ओ रचै बसै छथि ।

अहि नाटक सङग्रहमे 'ले बलैया हिलोरि कऽ' बच्चा सभ घोंघाँउज आ झगडादनसँ नाटक आरम्भ होइत अछि । पढ़ाइ ग्रामिण मिथिलाक कोनो ने कोनो रुपमे सभ वर्गक हेतु अनिवार्य भेल जा रहल छै । मुदा विधालयीय संस्कार आओर पारिवारिक संस्कारक बिचमे एकटा पैघ विषमता छै । जीवनक यथार्थ परिवशकेँ अस्वीकार कऽ कऽ कोनो तरहक औपचारिक शिक्षा पूर्णता दिस नइ जा सकैए । जीवन सुन्दर होइ छै, ओ कखनो अपरोजक आ अभद्र लागि सकै छै मुदा ओकर अन्तर सुन्दरता ओतबे निर्मल आ पवित्र होइ छै । अपना परिवेशगत यथार्थकेँ अस्वीकार कऽ कऽ कोनो विकासक्रम आगू नइ बढलैए । एहने कथावस्तुपर नाट्य सिर्जन कएल गेल अछि । हमरा बुझने नाट्यकार कने बेसिए वाल विधार्थीक हेतु शैक्षिक सामग्रीक प्रयोग कऽ देने छथिन । भाषाक स्तरपर सेहो अत्यन्त अस्वभाविक संवाद छै । मुदा नाटकियता बेजोड़ छै ।

चोआरि नाटक सङ्ग्रहमे नाटक 'एलौ परिक्षा' क पात्र, परिवेश आ कथ्य कोनो स्तरपर ग्राम्य सीमाक भंजन नइ करैत छै । मुदा लेखक अपन वौद्धिकता जतऽ जतऽ प्रयोग करै छथि नाटकक गतिमे अवरोध अबै छै । परीक्षाक समयमे मात्र गम्भिर होएबाक वा परीक्षाकेँ भयावह अतंक जकाँ प्रस्तुत करबाक आम मनोविज्ञानकेँ नाट्य रुप देबाक क्रममे नाटक सम्प्रेषणक आधार संवाद बनैत अछि । कथाक सहज प्रवाहमे आरोपित सन्देश देबाक प्रयत्न सेहो छै । यथार्थवादी शैलीक ई नाटक रोचक छै, मुदा कथा, घटनाक्रम आ कथोपकथनमे विश्वासक संकट सेहो छै । बच्चाक बोलीमे प्रौढ़ताक प्रक्षेपण भेल छै । संवाद पात्रक उमेर आ

